ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' ९८ म अंक १५ जनवरी २०१२ (वर्ष ५ मास ४९ अंक ९८)

वि दे ह *विदेह Videha*

***বিদেহ* http://www.videha.co.in** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own script **Roman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi**

*ऐ अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**





२. गद्य

२.१.  **नवेंदु कुमार झा- बिहार सहित पांच प्रदेशकेँ अन्नक खरीद बढ़ैबाक निर्देश/ 21 फरवरी सँ प्रारंभ होयत विधान मंडलक बजट सत्र/ मुख्यमंत्रीक स्वागतक तैयारी कऽ रहल छथि रांटी गामवासी/ बढ़ि रहल अछि बालिका शिक्षाक दर/ बिहार मे सभ वर्ष मनाओल जायत भूकम्प आ बाढ़ि सुरक्षा सप्ताह/ सम्पन्न भेल विद्यालयक स्थापना दिवस/**

२.२.**चन्द्रकिशोर, सम्यक साक्षी सुजीतक रिपोर्टर डायरी**



२.६.**उमेश मण्डल- विदेह साहित्य उत्सव २०१२/ विदेह सम्मान समारोह**

२.७.रामभरोस कापड़ि भ्रमर- **प्राज्ञ भ्रमर साझा पुरस्कारसं सम्मानित**

२.८.मैथिलीक अग्निकवि श्री रामलोचन ठाकुरक साक्षात्कार जे कोकिल मंचक श्री नबोनारायन मिश्र जी द्वारा लेल गेल

३. पद्य

***३.१.*** कामिनी कामायनी-यशोधरा

***३.२.***१. ओमप्रकाश झा- किछु गजल

२. रूबी झा

*३.३.१.*  जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' २. **धीरेन्द्र प्रेमर्षि** ३.  निक्की प्रियदर्शिनी- दूटा कविता ४. जगदानंद झा 'मनु' -गीत-गजल

***३.४.१.***  विनीत उत्पल २.

 पंकज कुमार झा पंकज कुमार झा

***३.८.***  नवीन ठाकुर

**४. मिथिला कला-संगीत**१.वनीता कुमारी २.राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) ३.  उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)

-

**५. गद्य-पद्य भारती:**  श्री काशीनाथ सिंह ‘‘रेहनपर रग्घू’’- (हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद  श्री विनीत उत्पल) असगर

वजाहत- हम हिन्दू छी हिन्दी कथाक मैथिली रूपान्तरण विनीत उत्पल द्वारा- 

**६.बालानां कृते-** डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह" - उड़िने सकी पर चिड़ै छी हम (भाग -१)

–

**७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित** -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाउ।

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

विदेह रेडियो:मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट

http://videha123radio.wordpress.com/

Videha Radio

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।

http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)





Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

ऐ बेर मूल पुरस्कार(२०१२) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन मूल मैथिली पोथी उपयुक्त अछि ?

श्री राजदेव मण्डलक ''अम्बरा'' (कविता-संग्रह) 13.28%

श्री बेचन ठाकुरक "बेटीक अपमान आ छीनरदेवी"(दूटा नाटक) 9.38%

श्रीमती आशा मिश्रक "उचाट" (उपन्यास) 6.25%

श्रीमती पन्ना झाक "अनुभूति" (कथा संग्रह) 6.25%

श्री उदय नारायण सिंह "नचिकेता"क "नो एण्ट्री:मा प्रविश (नाटक) 6.25%

श्री सुभाष चन्द्र यादवक "बनैत बिगड़ैत" (कथा-संग्रह) 6.25%

श्रीमती वीणा कर्ण- भावनाक अस्थिपंजर (कविता संग्रह) 6.25%

श्रीमती शेफालिका वर्माक "किस्त-किस्त जीवन (आत्मकथा) 7.03%

श्रीमती विभा रानीक "भाग रौ आ बलचन्दा" (दूटा नाटक) 6.25%

श्री महाप्रकाश-संग समय के (कविता संग्रह) 6.25%

श्री तारानन्द वियोगी- प्रलय रहस्य (कविता-संग्रह) 6.25%

श्री महेन्द्र मलंगियाक ‘‘छुतहा घैल’’ (नाटक) 6.64%

श्रीमती नीता झाक ‘‘देश-काल’’ (कथा-संग्रह) 6.64%

श्री सियाराम झा "सरस"क थोड़े आगि थोड़े पानि (गजल संग्रह) 7.03%

Other: 0%

ऐ बेर बाल साहित्य पुरस्कार(२०१२) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन मूल मैथिली पोथी उपयुक्त अछि ?

श्री जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ‘‘तरेगन’’(बाल-प्रेरक कथा संग्रह) 57.89%

श्री जीवकांत - खिखिरक बिअरि 23.68%

श्री मुरलीधर झाक ‘‘पिलपिलहा गाछ 18.42%

ऐ बेर युवा पुरस्कार(२०१२)[साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन कोन लेखक उपयुक्त छथि ?

श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरीक ‘‘अर्चिस’’ (कविता संग्रह) 25.71%

श्री विनीत उत्पलक ‘‘हम पुछैत छी’’ (कविता संग्रह) 7.14%

श्रीमती कामिनीक ‘‘समयसँ सम्वाद करैत’’, (कविता संग्रह) 7.14%

श्री प्रवीण काश्यपक ‘‘विषदन्ती वरमाल कालक रति’’ (कविता संग्रह) 7.14%

श्री आशीष अनचिन्हारक "अनचिन्हार आखर"(गजल संग्रह) 15.71%

श्री अरुणाभ सौरभक ‘‘एतबे टा नहि’’ (कविता संग्रह) 7.14%

श्री दिलीप कुमार झा "लूटन"क जगले रहबै (कविता संग्रह) 8.57%

श्री आदि यायावरक ‘‘भोथर पेंसिलसँ लिखल’’ (कथा संग्रह) 7.14%

श्री उमेश मण्डलक ‘‘निश्तुकी’’ (कविता संग्रह) 12.86%

Other: 1.43%

ऐ बेर अनुवाद पुरस्कार (२०१३) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे के उपयुक्त छथि?

श्री नरेश कुमार विकल "ययाति" (मराठी उपन्यास श्री विष्णु सखाराम खाण्डेकर) 32.26%

श्री महेन्द्र नारायण राम "कार्मेलीन" (कोंकणी उपन्यास श्री दामोदर मावजो) 12.9%

श्री देवेन्द्र झा "अनुभव"(बांग्ला उपन्यास श्री दिव्येन्दु पालित) 14.52%

श्रीमती मेनका मल्लिक "देश आ अन्य कविता सभ" (नेपालीक अनुवाद मूल- रेमिका थापा) 12.9%

श्री कृष्ण कुमार कश्यप आ श्रीमती शशिबाला- मैथिली गीतगोविन्द ( जयदेव संस्कृत) 12.9%

श्री रामनारायण सिंह "मलाहिन" (श्री तकषी शिवशंकर पिल्लैक मलयाली उपन्यास) 14.52%

फेलो पुरस्कार-समग्र योगदान २०१२-१३ : समानान्तर साहित्य अकादेमी, दिल्ली

श्री राजनन्दन लाल दास 52.38%

श्री डॉ. अमरेन्द्र 21.43%

श्री चन्द्रभानु सिंह 26.19%

Other: 0%

१. संपादकीय

विदेह साहित्य उत्सव २०१२ आ विदेह साहित्य सम्मान समारोह १४ जनवरी २०१२ केँ सम्पन्न भेल। विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार देल गेल आ कवि सम्मेलन सम्पन्न भेल। लोकक स्वतः-स्फूर्त सहयोग आ सहभागिता विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलनक सफलताक रूपमे मोन राखल जाएत।

**विदेह सम्मान**

**विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान**

**१.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार २०१०-११**

२०१० श्री गोविन्द झा (समग्र योगदान लेल)

२०११ श्री रमानन्द रेणु (समग्र योगदान लेल)

## २.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११-१२

२०११ मूल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (गामक जिनगी, कथा संग्रह)

२०११ बाल साहित्य पुरस्कार- ले.क. मायानाथ झा (जकर नारी चतुर होइ, कथा संग्रह)

२०११ युवा पुरस्कार- आनन्द कुमार झा (कलह, नाटक)

२०१२ अनुवाद पुरस्कार- श्री रामलोचन ठाकुर- (पद्मानदीक माझी, बांग्ला- मानिक बंद्योपाध्याय, उपन्यास बांग्लासँ मैथिली अनुवाद)

-मैथिली नाटक/ संगीत/ कला/ मूर्तिकला/ फिल्मक समानान्तर दुनियाँक अभिलेखन आ सम्मान सेहो हएत विदेह सम्मानक घोषणा द्वारा

-ई घोषणा दिसम्बरक अन्त वा जनवरी २०१२ मे हएत

-मैथिली नाटक/ संगीत/ कला/ मूर्तिकला/ फिल्मक समानान्तर दुनियाँक अभिलेखन आ सम्मान कएल जाएत

-विदेह नाट्य उत्सव २०१२ क अवसरपर प्रदान कएल जाएत ई सम्मान।

**विदेह सम्मान**

-अगस्त २०११ सँ सभ मास "ऐ मासक सभसँ नीक समदिया" सम्मानक घोषणा कएल जा रहल अछि

***-समदिया-*** *पूनम मंडल आ प्रियंका झाक मैथिली न्यूज पोर्टल।* ***विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA सम्पादक-सूचना-सम्पर्क-समाद पूनम मंडल आ प्रियंका झा।*** - **द्वारा** "ऐ मासक सभसँ नीक समदिया"क **घोषणा सभ मास भऽ रहल अछि**

- ***सालक अन्तमे "सर्वश्रेष्ठ मैथिली पत्रकारिता" लेल ऐ १२ टा देल सम्मानमे सँ सर्वश्रेष्ठकेँ "विदेह पत्रकारिता सम्मान" देल जाएत।***

***-अगस्त २०१२ मे हएत "विदेह पत्रकारिता सम्मान"क घोषणा।***

**विदेह सम्मान**

समदिया- पूनम मंडल आ प्रियंका झाक मैथिली न्यूज पोर्टल।विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA सम्पादक-सूचना-सम्पर्क-समाद पूनम मंडल आ प्रियंका झा।

अपन इलाकाक कोनो समाचार ऐ अन्तर्जाल (http://esamaad.blogspot.com/)पर देबा लेल , समाचार poonamberma@gmail.com वा priyanka.rachna.jha@gmail.com पर पठाउ वा एतए http://www.facebook.com/groups/samadiya/ फेसबुकपर राखू।"

***नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक सदस्यता*** *(नेपाल देशक भाषा-साहित्य, दर्शन, संस्कृति आ सामाजिक विज्ञानक क्षेत्रमे सर्वोच्च सम्मान)*

**नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठानक सदस्यता**

श्री राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर' (**2010)**

श्री राम दयाल राकेश (**1999)**

श्री योगेन्द्र प्रसाद यादव (**1994)**






**नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठान मानद सदस्यता**

स्व. सुन्दर झा शास्त्री

**नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठान आजीवन सदस्यता**

श्री योगेन्द्र प्रसाद यादव

**फूलकुमारी महतो मेमोरियल ट्रष्ट काठमाण्डू,** नेपालक सम्मान

*फूलकुमारी महतो **मैथिली साधना सम्मान** २०६७* - मिथिला नाट्यकला परिषदकेँ

*फूलकुमारी महतो **मैथिली प्रतिभा पुरस्कार** २०६७* - सप्तरी राजविराजनिवासी *श्रीमती मीन ठाकुरकेँ*

*फूलकुमारी महतो* ***मैथिली प्रतिभा पुरस्कार*** *२०६७* -बुधनगर मोरङनिवासी *दयानन्द दिग्पाल यदुवंशीकेँ*

**साहित्य अकादेमी फेलो- भारत देशक सर्वोच्च साहित्य सम्मान (मैथिली)**

**१९९४**-नागार्जुन (स्व. श्री वैद्यनाथ मिश्र ‘‘यात्री’’ १९११-१९९८ **)** , हिन्दी आ मैथिली कवि।





**२०१०-** चन्द्रनाथ मिश्र अमर (१९२५- ) - **मैथिली साहित्य लेल।**

**साहित्य अकादेमी भाषा सम्मान** ( क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य आ गएर मान्यताप्राप्त भाषा लेल):-

**२०००- डॉ. जयकान्त मिश्र** (क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य लेल।)

**२००७- पं. डॉ. शशिनाथ झा** (क्लासिकल आ मध्यकालीन साहित्य लेल।)

**पं. श्री उमारमण मिश्र**

## साहित्य अकादेमी पुरस्कार- मैथिली

१९६६- यशोधर झा (मिथिला वैभव, दर्शन)

१९६८- यात्री (पत्रहीन नग्न गाछ, पद्य)

१९६९- उपेन्द्रनाथ झा "व्यास" (दू पत्र, उपन्यास)





१९७०- काशीकान्त मिश्र ‘‘मधुप’’ (राधा विरह, महाकाव्य)

१९७१- सुरेन्द्र झा ‘‘सुमन’’ (पयस्विनी, पद्य)

१९७३- ब्रजकिशोर वर्मा ‘‘मणिपद्म’’ (नैका बनिजारा, उपन्यास)

१९७५- गिरीन्द्र मोहन मिश्र (किछु देखल किछु सुनल, संस्मरण)

१९७६- वैद्यनाथ मल्लिक ‘‘विधु’’ (सीतायन, महाकाव्य)

१९७७- राजेश्वर झा (अवहट्ठ: उद्भव ओ विकास, समालोचना)

१९७८- उपेन्द्र ठाकुर “मोहन” (बाजि उठल मुरली, पद्य)

१९७९- तन्त्रनाथ झा (कृष्ण चरित, महाकाव्य)

१९८०- सुधांशु शेखर चौधरी (ई बतहा संसार, उपन्यास)

१९८१- मार्कण्डेय प्रवासी (अगस्त्यायिनी, महाकाव्य)

१९८२- लिली रे (मरीचिका, उपन्यास)

१९८३- चन्द्रनाथ मिश्र “अमर” (मैथिली पत्रकारिताक इतिहास)

१९८४- आरसी प्रसाद सिंह (सूर्यमुखी, पद्य)

१९८५- हरिमोहन झा (जीवन यात्रा, आत्मकथा)

१९८६- सुभद्र झा (नातिक पत्रक उत्तर, निबन्ध)

१९८७- उमानाथ झा (अतीत, कथा)

१९८८- मायानन्द मिश्र (मंत्रपुत्र, उपन्यास)

१९८९- काञ्चीनाथ झा "किरण" (पराशर, महाकाव्य)

१९९०- प्रभास कुमार चौधरी (प्रभासक कथा, कथा)



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

१९९१- रामदेव झा (पसिझैत पाथर, एकांकी)

१९९२- भीमनाथ झा (विविधा, निबन्ध)

१९९३- गोविन्द झा (सामाक पौती, कथा)

१९९४- गंगेश गुंजन (उचितवक्ता, कथा)

१९९५- जयमन्त मिश्र (कविता कुसुमांजलि, पद्य)

१९९६- राजमोहन झा (आइ काल्हि परसू, कथा संग्रह)

१९९७- कीर्ति नारायण मिश्र (ध्वस्त होइत शान्तिस्तूप, पद्य)

१९९८- जीवकान्त (तकै अछि चिड़ै, पद्य)

१९९९- साकेतानन्द (गणनायक, कथा)

२०००- रमानन्द रेणु (कतेक रास बात, पद्य)

२००१- बबुआजी झा "अज्ञात" (प्रतिज्ञा पाण्डव, महाकाव्य)

२००२- सोमदेव (सहस्त्रमुखी चौक पर, पद्य)

२००३- नीरजा रेणु (ऋतम्भरा, कथा)

२००४- चन्द्रभानु सिंह (शकुन्तला, महाकाव्य)

२००५- विवेकानन्द ठाकुर (चानन घन गछिया, पद्य)

२००६- विभूति आनन्द (काठ, कथा)

२००७- प्रदीप बिहारी (सरोकार, कथा)

२००८- मत्रेश्वर झा (कतेक डारि पर, आत्मकथा)

२००९- स्व.मनमोहन झा (गंगापुत्र, कथासंग्रह)

२०१०-श्रीमति उषाकिरण खान (भामती, उपन्यास)

**साहित्य अकादेमी मैथिली अनुवाद पुरस्कार**

१९९२- शैलेन्द्र मोहन झा (शरतचन्द्र व्यक्ति आ कलाकार- सुबोधचन्द्र सेन, अंग्रेजी)

१९९३- गोविन्द झा (नेपाली साहित्यक इतिहास- कुमार प्रधान, अंग्रेजी)

१९९४- रामदेव झा (सगाइ- राजिन्दर सिंह बेदी, उर्दू)

१९९५- सुरेन्द्र झा ''सुमन'' (रवीन्द्र नाटकावली- रवीन्द्रनाथ टैगोर, बांग्ला)

१९९६- फजलुर रहमान हासमी (अबुलकलाम आजाद- अब्दुलकवी देसनवी, उर्दू)

१९९७- नवीन चौधरी (माटि मंगल- शिवराम कारंत, कन्नड़)

१९९८- चन्द्रनाथ मिश्र ''अमर'' (परशुरामक बीछल बेरायल कथा- राजशेखर बसु, बांग्ला)

१९९९- मुरारी मधुसूदन ठाकुर (आरोग्य निकेतन- ताराशंकर बंदोपाध्याय, बांग्ला)

२०००- डॉ. अमरेश पाठक, (तमस- भीष्म साहनी, हिन्दी)

२००१- सुरेश्वर झा (अन्तरिक्षमे विस्फोट- जयन्त विष्णु नार्लीकर, मराठी)

२००२- डॉ. प्रबोध नारायण सिंह (पतझड़क स्वर- कुर्तुल ऐन हैदर, उर्दू)

२००३- उपेन्द दोषी (कथा कहिनी- मनोज दास, उड़िया)

२००४- डॉ. प्रफुल्ल कुमार सिंह ''मौन'' (प्रेमचन्द की कहानी- प्रेमचन्द, हिन्दी)

२००५- डॉ. योगानन्द झा (बिहारक लोककथा- पी.सी.राय चौधरी, अंग्रेजी)

२००६- राजनन्द झा (कालबेला- समरेश मजुमदार, बांग्ला)

२००७- अनन्त बिहारी लाल दास ''इन्दु'' (युद्ध आ योद्धा-अगम सिंह गिरि, नेपाली)

२००८- ताराकान्त झा (संरचनावाद उत्तर-संरचनावाद एवं प्राच्य काव्यशास्त्र-गोपीचन्द नारंग, उर्दू)





२००९- भालचन्द्र झा (बीछल बेरायल मराठी एकाँकी- सम्पादक सुधा जोशी आ रत्नाकर मतकरी, मराठी)

२०१०- डॉ. नित्यानन्द लाल दास ( "इग्नाइटेड माइण्ड्स" - मैथिलीमे "प्रज्वलित प्रज्ञा"- डॉ.ए.पी.जे. कलाम, अंग्रेजी)

**साहित्य अकादेमी मैथिली बाल साहित्य पुरस्कार**

२०१०-तारानन्द वियोगीकेँ पोथी "ई भेटल तँ की भेटल" लेल

२०११- ले.क. मायानाथ झा "जकर नारी चतुर होइ" लेल

**प्रबोध सम्मान**

प्रबोध सम्मान 2004- श्रीमति लिली रे (1933- )

प्रबोध सम्मान 2005- श्री महेन्द्र मलंगिया (1946- )

प्रबोध सम्मान 2006- श्री गोविन्द झा (1923- )

प्रबोध सम्मान 2007- श्री मायानन्द मिश्र (1934- )

प्रबोध सम्मान 2008- श्री मोहन भारद्वाज (1943- )

प्रबोध सम्मान 2009- श्री राजमोहन झा (1934- )

प्रबोध सम्मान 2010- श्री जीवकान्त (1936- )

प्रबोध सम्मान 2011- श्री सोमदेव (1934- )

प्रबोध सम्मान 2012- श्री चन्द्रभानु सिंह (1922- ) आ

श्री रामलोचन ठाकुर (1949- )

**यात्री-चेतना पुरस्कार**

२००० ई.- पं.सुरेन्द्र झा ‘‘सुमन’’, दरभंगा;

२००१ ई. - श्री सोमदेव, दरभंगा;

२००२ ई.- श्री महेन्द्र मलंगिया, मलंगिया;

२००३ ई.- श्री हंसराज, दरभंगा;

२००४ ई.- डॉ. श्रीमती शेफालिका वर्मा, पटना;

२००५ ई.-श्री उदय चन्द्र झा ‘‘विनोद’’, रहिका, मधुबनी;

२००६ ई.-श्री गोपालजी झा गोपेश, मेंहथ, मधुबनी;

२००७ ई.-श्री आनन्द मोहन झा, भारद्वाज, नवानी, मधुबनी;

२००८ ई.-श्री मंत्रेश्वर झा, लालगंज,मधुबनी

२००९ ई.-श्री प्रेमशंकर सिंह, जोगियारा, दरभंगा

२०१० ई.- डॉ. तारानन्द वियोगी, महिषी, सहरसा

२०११ ई.- डॉ. राम भरोस कापड़ि भ्रमर (जनकपुर)





**भारतीय भाषा परिषद, कोलकाता**

युवा पुरस्कार (२००९-१०) गौरीनाथ (अनलकांत) केँ मैथिली लेल।

**भारतीय भाषा संस्थान (सी.आइ.आइ.एल.) , मैसूर** *रामलोचन ठाकुर:*- अनुवाद लेल **भाषा-भारती सम्मान २००३-०४** (सी.आइ.आइ.एल., मैसूर) *जा सकै छी, किन्तु किए जाउ*- शक्ति चट्टोपाध्यायक बांग्ला कविता-संग्रहक मैथिली अनुवाद लेल प्राप्त।

*रमानन्द झा 'रमण':*- अनुवाद लेल **भाषा-भारती सम्मान २००४-०५** (सी.आइ.आइ.एल., मैसूर) छओ बिगहा आठ कट्ठा- फकीर मोहन सेनापतिक ओड़िया उपन्यासक मैथिली अनुवाद लेल प्राप्त।

**विदेह सम्मान**






## विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान

### १.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार २०१०-११

२०१० श्री गोविन्द झा (समग्र योगदान लेल)

२०११ श्री रमानन्द रेणु (समग्र योगदान लेल)

### २.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११-१२

२०११ मूल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (गामक जिनगी, कथा संग्रह)

२०११ बाल साहित्य पुरस्कार- ले.क. मायानाथ झा (जकर नारी चतुर होइ, कथा संग्रह)

२०११ युवा पुरस्कार- आनन्द कुमार झा (कलह, नाटक)

२०१२ अनुवाद पुरस्कार- श्री रामलोचन ठाकुर- (पद्मानदीक माझी, बांग्ला- मानिक बंद्योपाध्याय, उपन्यास बांग्लासँ मैथिली अनुवाद)

अनचिन्हार आखर ( http://anchinharakharkolkata.blogspot.com ) द्वारा प्रायोजित ***"गजल कमला-कोसी-बागमती-महानंदा सम्मान"*** बर्ख 2011 लेल ओस्ताद सदरे आलम गौहर जीकेँ प्रदान कएल गेलैन्ह। एहि बेरुक मुख्यचयनकर्ता ओस्ताद सियाराम झा"सरस" छलखिन्ह।..

( विदेह ई पत्रिकाकेँ ५ जुलाइ २००४ सँ अखन धरि ११६ देशक १,५०२ ठामसँ ७२,०४३ गोटे द्वारा ३५,४५२ विभिन्न आइ.एस.पी. सँ ३,३६,७०७ बेर देखल गेल अछि; धन्यवाद पाठकगण। - गूगल एनेलेटिक्स डेटा। )

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

http://www.maithililekhaksangh.com/2010/07/blog-post_3709.html

## २. गद्य



२.१. **नवेंदु कुमार झा- बिहार सहित पांच प्रदेशकेँ अन्नक खरीद बढ़ैबाक निर्देश/ 21 फरवरी सँ प्रारंभ होयत विधान मंडलक बजट सत्र/ मुख्यमंत्रीक स्वागतक तैयारी कऽ रहल छथि रांटी गामवासी/ बढ़ि रहल अछि बालिका शिक्षाक दर/ बिहार मे सभ वर्ष मनाओल जायत भूकम्प आ बाढ़ि सुरक्षा सप्ताह/ सम्पन्न भेल विद्यालयक स्थापना दिवस/**

२.२.**चन्द्रकिशोर, सम्यक साक्षी सुजीतक रिपोर्टर डायरी**

२.३.जवाहरलाल कश्यप-विहनि कथा- गिद्ध

२.४.जगदानन्द झा 'मनु' -***चोन्हा***- (धारावाहिक मैथिली कथा)

२.५.जितेन्द्र झा -नेपाली आ मैथिली भाषाक दूटा साहित्यिक कृति विमोचित

२.६.**उमेश मण्डल- विदेह साहित्य उत्सव २०१२/ विदेह सम्मान समारोह**

२.७.रामभरोस कापड़ि भ्रमर- **प्राज्ञ भ्रमर साझा पुरस्कारसं सम्मानित**

२.८.मैथिलीक अग्निकवि श्री रामलोचन ठाकुरक साक्षात्कार जे कोकिल मंचक श्री नबोनारायन मिश्र जी द्वारा लेल गेल



**नवेंदु कुमार झा- बिहार सहित पांच प्रदेशकेँ अन्नक खरीद बढ़ैबाक निर्देश/ 21 फरवरी सँ प्रारंभ होयत विधान मंडलक बजट सत्र/ मुख्यमंत्रीक स्वागतक तैयारी कऽ रहल छथि रांटी गामवासी/ बढ़ि रहल अछि बालिका शिक्षाक दर/ बिहार मे सभ वर्ष मनाओल जायत भूकम्प आ बाढ़ि सुरक्षा सप्ताह/ सम्पन्न भेल विद्यालयक स्थापना दिवस/**

## बिहार सहित पांच प्रदेशकेँ अन्नक खरीद बढ़ैबाक निर्देश

अन्नक मामिला मे पिछड़ल प्रदेश सभकेँ केन्द द्वारा निर्देश देल गेल अछि। ओ खाय वाला अन्नक खरीद बढ़ैबाक लेल कार्य योजना बना लैथि जइसँ प्रस्तावित खाद्य सुरक्षा कानूनकेँ देश भरि मे नीक ढंग सँ लागू कयल जा सकय। ई विशेष निर्देश बिहार सहित पश्चिम बंगाल आ झारखंडक संग पांच प्रदेशकेँ देल गेल अछि। खाद्य मंत्रालय प्रस्तावित कानूनकेँ लागू करबाक लेल खाद्यन्न केँ

उपलब्ध होएबाक शंका कैँ दूर करबाक लेल गहूम आ चाउरक खरीद बढ़ाबऽ पर ध्यान केन्द्रित करबाक निर्णय लेलक अछि। ऐ योजनाक अंतर्गत प्रति वर्ष 6.1 करोड़ टन अन्न क आवश्यकताक अनुमान अछि। केन्द्रीय खाद्य मंत्री पी.सी. थॉमस बिहार, पश्चिम बंगाल, झारखंड, जम्मू कश्मीर आ असम कैँ चिट्ठी लिखि कहलनि अछि जे ओ अन्नक उपज बढ़ैबाक कार्य योजना बनेबाक संगहि खाद्यन्नक खरीदक स्थिति मे सेहो सुधार करथि।

देश 63.5 प्रतिशत आबादी कैँ सस्त अन्नक कानूनी अधिकार देबऽ वाला ऐ योजना कैँ लागू करबाक जिम्मेवारी खाद्य मंत्रालयक होयत। प्रस्तावित खाद्य सुरक्षा विधेयक संसदक शीतकालीन सत्र मे लोक सभा मे प्रस्तुत कयल गेल छल जे एखन संसदक स्थायी समितिक सोझाँ अछि। सरकारक ऐ विधेयक कैँ बजट सत्र मे पारित करेबाक आ एक जुलाई सँ लागू करबाक लक्ष्य रखलक अछि। खाद्य मंत्री पांचों प्रदेशकैँ लिखल चिट्ठी मे कहलनि अछि जे एहन प्रदेश सभ कैँ विकेन्द्रीकृत असूली प्रणाली कैँ अपनैबाक चाही। ऐ प्रणालीक अंतर्गत राज्य सरकार अपन स्वयंक एजेन्सीक माध्यम सँ अन्नक खरीद करैत अछि मुदा खर्च केन्द्र सरकार वहन करैत अछि। ओ कहलनि अछि जे प्रदेश मे जतेक संभावना अछि ओकर मोकाबला धानक खरीद उत्साहवर्द्धक नै अछि। राज्य पहिनहि सँ विकेन्द्रीकृत खरीद प्रणालीक अंतर्गत अछि तें ई

महत्वपूर्ण अछि जे अन्नक खरीदक लेल सभ आवश्यक उपाय कयल जयबाक चाही।

## 21 फरवरी सँ प्रारंभ होयत विधान मंडलक बजट सत्र

बिहार विधान मंडलक बजट सत्र 21 फरवरी सँ प्रारंभ होयत। चारि अप्रील धरि चलय वाला ऐ बजट सत्र मे सदनक 29 बैसक होयत। ई सत्र पैघ होयत आ ऐ मे सदस्य सभकेँ अपन बात रखबाक बेसी अवसर भेटत। ऐपर मंत्री परिषद्क बैसक मे निर्णय होयबाक संभावना अछि। सत्रक दरमियान वर्ष 2012-13क सम्पूर्ण बजट पारित कयल जायत। सूत्रक अनुसार कृषि कैबिनेट कें अंतिम रूप देबा सँ पहिने सदन मे चर्चा होयत। ऐसँ पहिने 2 फरवरी कँ किसान समागम होयत जइ मे प्रदेश भरिक किसान सभ सँ राय लेल जायत। बजट सत्र मे कृषि क्षेत्रक समस्या आ ओकर समाधानक लेल पक्ष आ विपक्षक सदस्य समग्र रूप सँ अपन बात सदन मे रखताह। प्रदेश मे बिजलीक संकटक समाधानक लेल सौर ऊर्जा सँ निजी नलकूप सभकेँ चालू करबाक प्रयास पर सेहो चर्चा होयत। विधान मंडलक बजट सत्र हंगामेदार होयबाक सेहो संभावना अछि। विपक्ष प्रदेशक कानून व्यवस्था सहित बिना बिजली कृषि क्षेत्रक विकासक समस्याक अलाबा धानक न्यूनतम समर्थन

मूल्य नै भेटऽ पर सरकार कँ घेरबाक प्रयास करत।

## मुख्यमंत्रीक स्वागतक तैयारी कऽ रहल छथि रांटी गामवासी

मुख्यमंत्री नीतीश कुमार अपन सेवा यात्राक पहिल चरणक समाप्ति मिथिलांचलक हृदय स्थली मधुबनीक यात्राक संगहि होयत। श्री कुमार 16 सॅ 19 जनवरी धरि चारि दिनक सेवा यात्रा पर मधुबनी जिला मे रहताह। ऐ क्रम मे ओ मिथिला चित्रकलाक लेल विश्व प्रसिद्ध मधुबनी जिलाक रांटी गामक यात्रा करताह। ऐ दरमियान मुख्यमंत्री जिलाक विभिन्न क्षेत्रक यात्राक विकास योजनाक समीक्षा, जनता दरबार मे जनता सॅ भेट करबाक संगहि कतेको विकास योजनाक उद्घाटन आ शिलान्यास सेहो करताह। नीतीश कुमार रांटी गाम मे मिथिला चित्रकलाक विश्व प्रसिद्ध कलाकार 90 वर्षीय महासुन्दरी देवीक घर जा हुनका सॅ भेट करताह। मुख्यमंत्रीक रांटी गाम अयबाक समाद भेटलाक बाद सम्पूर्ण गामक लोक उत्साहित छथि। भेटल जनतबक अनुसार श्री कुमार 17 जनवरी कँ रांटी पहुँचताह। स्थानीय प्रशासन द्वारा महासुन्दरी देवी कँ मुख्यमंत्रीक आगमनक सूचना देलाक बाद ओ मुख्यमंत्री मैथिल परम्पराक अनुसार स्वागतक तैयारी कऽ रहल छथि। भेटल जनतबक अनुसार मिथिला चित्रकलाक प्रसिद्ध कलाकार हुनक स्वागत मे नास्ताक वास्ते मिथिलाक पारम्परिक भोजन दही चुड़ाक

व्यवस्था कऽ रहल छथि हुनक विदाइ धोती, कुर्ता आ पाग दऽ करबाक योजना अछि। महासुन्दरी देवीक पुत्र बी.के. दास जनतब देलनि अछि जे रांटी गाम मिथिला चित्रकला आ सिक्की कलाक लेल विश्व प्रसिद्ध अछि मुदा गाम मे सड़क सुविधा नै अछि। ऐ गामक कलाकार कैँ उचित बजार उपलब्ध करायब आ गाम मे सड़क सुविधा उपलब्ध करैबाक आग्रह मुख्यमंत्री सँ कयल जायत।

## बढ़ि रहल अछि बालिका शिक्षाक दर

प्रदेश मे बालिका शिक्षाकँ प्रोत्साहित करबाक लेल नीतीश सरकारक पोशाक आ साइकिल योजनाक असरि आब सोझाँ आबि रहल अछि। सरकारक प्रयासक कारण बिहार मे विद्यालय जाय वाला छात्राक संख्या बढ़ल अछि। मैट्रिक आ इन्टरमीडिएटक परीक्षा मे सम्मिलित होमय वाला छात्राक संख्या बढ़ल अछि। वर्ष 2011क मैट्रिक परीक्षा मे कुल 9,31993 परीक्षार्थी सम्मिलित भेल छलाह जइ मे 399470 छात्रा छलीह। वर्ष 2012क मैट्रिक परीक्षाक लेल 1134720 परीक्षार्थी पंजीयन करौलनि अछि जइ मे 502361 छात्रा आ 632359 छात्र छथि। ऐ तरहेँ वर्ष 2011क इंटरमीडिएटक परीक्षा मे कुल 701851 परीक्षार्थी सम्मिलित भेल छलाह जइ मे 283564 छात्रा छलीह। वर्ष 2012क इंटरमीडिएटक परीक्षाक लेल 807726 परीक्षार्थी पंजीयन करौलनि

अछि जइ मे 325790 छात्रा आ 481936 छात्र छथि। वर्ष 2011क मैट्रिक परीक्षा मे 532523 आ इंटरमीडिएटक परीक्षा मे 4180287 छात्र सम्मिलित भेल छलाह। एहि मध्य सत्र 2011-12 क मैट्रिक परीक्षाक तैयारी मे बिहार विद्यालय परीक्षा समिति लागि गेल अछि। एहि वर्षक मैट्रिक परीक्षाक लेल 20 जनवरी सँ फार्म भरबाक काज प्रारंभ होयत आ 30 जनवरी कें समाप्त भऽ जायत। मैट्रिकक परीक्षा 22 फरवरी सँ प्रारंभ होयत।

**बिहार मे सभ वर्ष मनाओल जायत भूकम्प आ बाढ़ि सुरक्षा सप्ताह**

बिहार मे आब सभ वर्ष भूकम्प आ बाढ़ि सुरक्षा सप्ताह मनाओल जायत। मुख्यमंत्री नीतीश कुमारक निर्देश पर राज्य आपदा प्रबंधन प्राधिकार ई निर्णय लेलक अछि। 15 जनवरी सँ भूकम्प सुरक्षा सप्ताह आ जूनक पहिल सप्ताह मे बाढ़ि सुरक्षा सप्ताह आयोजित कयल जायत। भूकम्प सुरक्षा सप्ताहक अंतर्गत 15 जनवरी सँ प्रदेशक विद्यालय, महाविद्यालय, थाना, पंचायत प्रखंड आ जिला मुख्यालय सभ मे कार्यक्रम आयोजित कऽ ऐ माध्यम सँ जनता कें भूकम्प सँ सुरक्षाक उपायक जनतब देल जायत। उल्लेखनीय अछि जे बिहार मे 15 जनवरी 1934 मे विनाश करय वाला भूकम्प आयल छल जइ मे पैघ तबाही भेल छल। ओइ भूकम्प मे मिथिलांचल क कोसी क्षेत्र सँ जोड़य वाला कोसी पर बनल निर्मली

भपटियाही रेल लाइन ध्वस्त भऽ गेल छल आ मिथिलांचल दू भाग मे बटि गेल छल। केन्द्र मे अटल बिहारी वाजपेयीक शासन काल मे ऐ रेल लाइन कें चालू करबाक लेल कोसी महासेतुक शिलान्यास कयल गेल छल जे आब बनि कऽ तैयार अछि आ 6 फरवरी कें एकर उद्घाटन केन्द्रीय भूतल परिवहन मंत्री सी.पी. जोशी करताह।

**सम्पन्न भेल विद्यालयक स्थापना दिवस**

(मधुबनी) बच्चा दाई उच्च विद्यालय ननौर मधुबनीक चालीसम स्थापना दिवस सह स्वामी विवेकानन्द जयंती हर्षक संग मनाओल गेल। ऐ अवसर पर उपस्थित विद्वतजन विद्यालयक उपलब्धिक चर्चा करैत स्वामी विवेकानन्द कें स्मरण करैत छात्र युवा सभक आह्वान कयलनि जे ओ स्वामी जीक आदर्श अनुसरण कऽ अपन बाट पर आगाँ बढ़ि अपन विद्यालय आ मातृभूमिक नाम करथि। कार्यक्रमक अध्यक्षता विद्यालयक प्रधानाचार्य भगवान झा कहलनि जखन कि कवि गंगाधर हर्ष मुख्य अतिथिक रूपमे अपन विचार रखलनि। ऐ अवसर पर विद्यालयक छात्र-छात्राक मध्य प्रतियोगिता आयोजित कयल गेल आ ऐमे विजय भेल प्रतिभागी कें परस्कृत सेहो कयल गेल। कार्यक्रमक संचालन आकाशवाणी पटनाक मैथिली कंपेयर अखिलेश कुमार झा कयलनि। समारोह मे प्रदीप पुष्प आ कवि गंगाधर हर्षक काव्य पाठ सेहो भेल। कार्यक्रम मे प्रो. जयनंद

मिश्र, प्रो. बासुकीनाथ झा, हरिनारायण मंडल, सरोजानंद ठाकुर, आकाशवाणी दरभंगा संवाददाता मणिकान्त झा आ कृष्ण मोहन सहित कतेको विद्वान उपस्थित भऽ अपन उद्बोधनक माध्यम सँ छात्र-छात्रा सभक मार्गदर्शन कयलनि। धन्यवाद ज्ञापन नागेश्वर झा कयलनि।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**चन्द्रकिशोर,** वरिष्ठ पत्रकार, वीरगंज, नेपाल

**समयक साक्षी सुजीतक रिपोर्टर डायरी**

नेपालीय मिथिला क्षेत्रक सक्रिय एवं सशक्त पत्रकार सुजीत कुमार झाक कथा संग्रह 'चिड़ै' किछु मास पहिने पढने छलहुँ । एहि बीच में हुनकर पत्रकारिता सँ जुड़ल पुस्तक रिपोर्टर डायरी सेहो प्राप्त भेल । । एहिमे दूटा प्रक्रिया देखाई पड़ैया । पहिल सुजीतजी

साहित्य आ पत्रकारिता दूनु मोर्चा पर ओतवे समर्पित आ सक्रिय देखाई पडैÞत छथि । हुनकामे पत्रकारिता आ साहित्य दूनुक प्रति स्वभाविक आकर्षण छन्हि, ओ दूनु क्षेत्रमे समान एवं सहज रुपमे आगा बढि रहल छथि । इएह हुनक विशेषता छन्हि । बहुत कम लोक दूनु क्षेत्रमे समान रुप सँ न्याय करबाक स्थिति मे रहैत अछि । सुजीत जीक इएह विशेषता हुनका समकालिन आओर संगी सभ सँ फरक व्यक्तित्व दैत छन्हि । दोसर मैथिलीमे पुस्तक प्रकाशनक क्रम बढि रहल सेहो देखबैया । सुजीतजी जनकपुरक प्रतिष्ठित पत्रिका 'मिथिला डटकम'क सम्पादक छथि । पत्रकारितामे अखवार सँ लऽ कऽ रेडियो आ टेलिभिजनमे पर्यन्त एकसंग क्रियाशील रहैत छथि । ई पुस्तक हुनकर 'रिपोर्टर डायरी' नाम सँ प्रकाशित स्तम्भ लेखन आ किछु फुटकर आलेख सभक संग्रह अछि । ओ स्तम्भकार के रुपमे सेहो परिचय बनौने छथि । ई निक गप्प छैक कि एकटा पत्रकार सम सामयिक विषय पर अप्पन अभिमत सेहो रखैत अछि । रिपोटिङ्ग सँ कनिक फरक स्तम्भ लेखनक शिल्प अछि । जे समसामयिक घटनाक तथ्य सँ परिचित नहि रहता से सटिक टिप्पणी सेहो नहि कऽ सकैत छथि । अपन परिवेशक बारेमे जिनका बढिया सँ बुझल छन्हि, ओहिमे रुचि छन्हि, सएह स्तम्भ मार्फत टिप्पणी कऽ सकैत छथि । सुजीतजीक नाम सँ ई विशेषता सेहो जुडि गेल अछि । हिनकर 'रिपोर्टर डायरी' क संकलन मे स्तम्भ लेख, राष्ट्रीय पत्रिका मे बहराएल आलेखसभ आ सम्पूर्ण मे सामयिक टिप्पणी रिपोर्ताज

आ विश्लेषणक संग्रहक रुप में देखल जा सकैया । 'मिथिला डटकम' मैथिली दैनिक पत्रिकामे पत्रिकाके कलेवर अनुसार एहि स्तम्भक लेल निर्धारित स्थानक परिधि मे रहि कऽ अपन बात कहय पडैत छैक, मुदा ओतबे स्थान मे अपन बात सटिक सँ कहि सकब सुजीत जीक लेखकीय सामथ्र्य देखबैत अछि । कालगणना मे दिनक पुनरावृति होइत रहैत अछि, घटना सभ दोहराइत रहैत छैक, मुदा विषयक नव तरिका सँ उठान करब, संग संगे साथी भाइ सभक चर्चा सेहो करब आ लोक के अपन बात सुना देब, ई रिपोर्टर डायरीक विशेषता अछि ।

लेखक स्वयं सक्रिय पत्रकार छथि, सम्पादक छथि, सदिखन सूचनाकेँ बाढी मे डुबल रहैत छथि, एहि सभमे सँ स्तम्भक लेल विषयवस्तुक छनोट करब, ओकरा पाठकीय रुप देब, ई कम चुनौतीपूर्ण काज नहि छैक । ताहि लऽ कऽ 'रिपोर्टर डायरी' एकटा बढिया प्रयास मानल जा सकैया । तथ्य सभक पोखरी मे सँ विषयक छनौट करब आ सूचना सभक सार्थक प्रस्तुति करबाक जिम्मेवारी ई एकटा नयाँ जिम्मेवारी आ भूमिकामे सुजीत जीक सफलता सेहो देखबैया । तथ्य सभक सही तरिका सँ आ सही परिप्रेक्ष्य मे प्रस्तुत करवाक खुबी सेहो देखल जा सकैया । जर्मन समाज शास्त्री मैक्स वेबर एकटा पैघ परामर्श देने छथि । हुनका सँ पुछल गेल छलैक, 'कि कोनो मनुष्यक लेखन मूल्य निरपेक्ष भऽ सकैया ?'

ओ बजला, 'मनुष्य होएवाक अर्थे अछि कि मूल्य मान्यता सँ बान्हल

रहब, हमसभ कहियो धरि मूल्य मान्यता सँ अलग नहि रहि सकैत छी ।'

मुदा हमसभ अपन मूल्यक प्रति सचेत रहब, तकरा लेल परिस्थितिक प्रष्टता सँ बुझब आ तथ्यक विकृत नहि होबए देब से चेष्टा तऽ कऽ सकैत छी ।' रिपोर्टर डायरी बेवरक मान्यताक कसौटी पर सेहो देखय पडत ।

संस्कृत मे एकटा पंक्ति छैक, 'कस्मै देवाय हविषा विधेम' ई हवि, ई आहुति हम कोन देवताक अर्पित करु ? यानि हमर देवता कोन छथि ? एहि प्रश्नक जवाव महात्मा गान्धीक सूत्र सँ खोजल जा सकैया अर्थात ओ सदिखन अन्तिम मनुष्य (द लास्ट पर्सन)क बात कएलथि ।

ओ कहलन्हि, 'जहिया कहियो अहाँ संशय मे पड़ी तऽ ओही समयमे एकटा उपाय करु, गरीब सँ गरीब मनुष्यक चेहरा मोन पारु जकरा कहियो अहाँ देखने होइ आ अपने आप सँ प्रश्न पुछु कि जे कदम अहाँ उठाबय चाहैत छी ओही आदमीकेँ की लाभ पहुँचतै ? ओहि सँ ओकरा की भेटतैक ? एहि सँ ओकर जीवन आ भाग्यमे कोन सहायता भेटतैक ? अहाँ देखब की अहाँक संशय दुर भऽ जाएत ।' अर्थात कोनो स्तम्भकारक प्रथम दायित्व 'आम पाठक' क प्रति छैक । अहाँक लेखन सँ आम पाठककेँ की फाइदा पहुँचलै ? आम लोककेँ सरोकारक विषय समेटलै की नहि ? अहाँ ककरा स्तुतिमे लिखि रहल छी ? सुजीत जीक लेखन कार्य सेहो, आम पाठककेँ सरोकार केन्द्रित बुझना जाइछ ।





कुशल पत्रकारक पहिचान इएह छैक की ओ 'समाचार सूंघा' हुए । अंग्रेजी मे एकरा कहल जाइत छैक 'तय जबखभ ब लयकभ ायच तजभ लभधक' पत्रकारकेँ समाचार सूंघा होएबाक चाही । पत्रकार जनैया ओकर पाठककेँ की सरोकार छैक, ओकरा कोन तरहे प्रस्तुत कएल जा सकैया ? सुजीतजी मिथिला डट कमक पाठक क स्वाद बुझैत छथि तएँ सरल भाषामे टिप्पणी सभ करैत छथि । एहि मे गम्भीर विषय सभ सेहो जुडल रहैत छैक, मुदा बडा रसगर अन्दाज मे ।

साहित्यिक धरातल सँ पत्रकारिता क्षेत्रमे नव उचाई प्राप्त कऽ रहल सुजीतजीक लेल साहित्यिक रचना हिनकर लेखकीय कौशलक चमत्कृत कऽ दैया कखनो काल ।

रिपोर्टर डायरी जनकपुरक मिठगर आम अछि, स्वदगर माछ अछि, ग्रहण योग्य पाग अछि, निकगर पावनि तिहार अछि, पुरान मुदा आकर्षक जनकपुरक रेल अछि, सजा कऽ रखयबला न्योतक पत्र अछि, ई कहब अतिसयोक्ति नहि । एकर पन्ना पन्नामे पछिलका तीन÷चारि वर्षक जनकपुरक टटका इतिहास छिरियाएल अछि, जनकपुरक नवका इतिहास सजाओल भार अछि ई पुस्तक । सुजीतजीक उचाई ग्रहण करैत व्यक्तित्वके स्वीकार करही टा पडत, नवतुरिया जमातक रुपमे मात्रेटा मूल्यांकन करब कथमपि न्याय नहि । एकटा लोकप्रिय मैथिली दैनिक पत्रिकाकेँ नम्हर समय सँ सम्पादन कऽ कऽ आ ओ पत्रिकाक लोकप्रिय बनावि अपन सफलताक सामथ्र्य रेखा खिंच चुकल छथि आ स्तम्भ लेखन कऽ

कऽ सेहो कीर्तिमान स्थापन कएलन्हि तएँ सुजीतजीक पत्रकारिताक चिडै फुनगी पर चढि रहल अछि ।

मैथिली दैनिक पत्र निकालब कम कठिन नहि । प्रायः मैथिली पत्र पत्रिका बसिया निकलैया ओहन परिप्रेक्ष्यमे एक भिनसरे जनकपुर बासीक हाथ हाथ मे पहुँचब आ चाहक चुस्कीकेँ संगे मैथिली पत्रिकाक आनन्द ग्रहण करेबाक चलन चलाबयकेँ पाछुक संघर्ष बुझब कम कठिन नहि । एकटा दोसर सन्दर्भ मे अकबर इलाहावादी कहने छथि

नही शेख साहिब की वह आदत
वजू की और मुनाजाते सहर की
मगर वो चाय पीकर हस्बेदस्तुर
तिलावत करते है वह 'पाएनियर' की

अर्थात पत्रिका पढबाक सौख एतेक बढि गेल अछि कि बुजुर्ग लोकसभ सेहो प्रातः कालमे भजन पूजा छोडि कऽ अखवारक पाठ करैत छथि, जनकपुरक सन्दर्भमे अकवर इलाहावादीक काव्योक्ति कनि सुधार कऽ कऽ कहल जाय तऽ, जानकी मन्दिरक दर्शन कऽ कऽ लौटनिहार जनक चौकक पत्रिका दोकानमे एक बेर पहुँचबेटा करैत छथि, वा घर पहुँचि कऽ मिथिला डटकम खोजैत छथि । ई कहल जा सकैया पछिलका समयमे जनकपुरमे मैथिली अखवार पढव रुचि विस्तार भऽ रहल छैक । मिथिला डटकम मे 'रिपोर्टर डायरी' आ 'विगुल' स्तम्भ तहत ई संकलनक बहुत रास सामग्री प्रस्तुत भऽ चुकल अछि ।

संचारमाध्यमक समाजक प्रति की दायित्व छैक ? संचारमाध्यमक कर्तव्यक सम्बन्ध मे पहिल प्रश्न ई पुछल जाइत छैक की मिडियाक कर्तव्य केवल जनमतक प्रकाशन÷प्रसारण अछि की जनमतक मार्गदर्शन ? साँच पुछल जाए तऽ संचारमाध्यमक तीन प्रधान कर्तव्य अछि पहिला तऽ जनमतकेँ प्रदर्शित करब, दोसर जनमत तैयार करब, तेसर जनमतक मार्गदर्शन करब । मिडियाक काज इतिहासकेँ बतवैत चलब सेहो अछि । छोट छोट बात सभ सेहो इतिहास बनवैया । स्वयं जनतामे, जनप्रतिनिधि सभमे, आ सरकारी संस्थासभमे घुसल बिसंगति सभक विरुद्ध जनमत तैयार कएनाई सेहो मिडियाक कर्तब्य अछि । मानहानिक कानून सँ बँचि कऽ जहाँधरि अभिव्यक्त कएनाइ सम्भव भऽ सकैया पत्रकारकेँ जएबाक चाही ।

सरकार आ मिडिया दूनुक काज जन रंजन, राष्ट्र निर्माण, विश्व कल्याण अछि । लोकतन्त्रक पृष्ठभूमिमे जे दायित्व सरकारक छैक वएह प्रेसोकेँ छैक । प्रेसकेँ इहो कारण सरकार सँ बेसी जिम्मेवारी भऽ सकैया की सरकार तऽ बदलैत रहैत छैक, मुदा पे्रस तऽ निरन्तर सक्रिय रहैया ।

जेहन जनता होइत छैक तेहने सरकार बनैत छैक । ई सच्चाई प्रेस पर सेहो चरितार्थ होइया, किएक कि नागरिकक नैतिक एवं मानसिक स्तरक अनुरुपहि ओहि देशक प्रेस रहैत अछि । मुदा ई बात ओहि देश मे पाओल जाइया जतय केँ व्यक्तिगत स्वतन्त्रताक आधार पर लोकतन्त्र स्थापित

अछि । जतय राजनीति वा अर्थनीति नियोजित रहैत अछि, ओतय सरकार वा समाचार पत्र सेहो पूर्व नियोजित चलैत अछि । सार्वजनिक विषय पर सार्वजनिक रुप सँ चर्चा करए लेल प्रत्येक नागरिककेँ अवसर भेटबाक

चाही । ई चर्चा मात्र एकहि माध्यमकेँ द्वारा निर्भिकता पूर्वक भऽ सकैया ओ अछि संचारमाध्यम । ताहि लेल तऽ कहल गेल अछि कि संचारमाध्यमक स्वतन्त्रता केवल पत्रकारिता सँ जुडल लोकक लेल मात्रेटा सरोकारक विषय नहि छैक । अपन विचार प्रकट करबाक स्वतन्त्रता कोनो व्यक्तिक स्वतन्त्रता सँ जुडल विषय छैक । प्रत्येक व्यक्तिक संचार माध्यममे अपन मत प्रकाशित प्रसारित करवाक स्वतन्त्रता होएबाक चाही मुदा ई अधिकार पूर्णतया निरपेक्ष नहि छैक । वास्तवमे सभ अधिकार सापेक्ष होइत छैक आ ओकरा प्राप्तिक लेल कतेको मर्यादा सभक पालना करय पडैत छैक । रिपोर्टर डायरी लिखनीहार सदैव अप्पन मर्यादाक लक्ष्मण रेखा बीच रहि कऽ कलम चलौने छथि ।

पत्रकारक लेल विश्वसनीयता सभ सँ पैघ पूँजी छैक । कोन बात कोन पत्रकार कहलकै, ई सभ सँ बेसी महत्व रखैत अछि । विश्वसन्नियता कोनो लौटरी जकाँ नही प्राप्त भऽ जाइत छैक । ई रातारात होवयबाला चीजो नहि छैक । एकटा नम्हर समयमे पत्रकार विशेषक सम्बन्धमे एकटा छवि जनमानस मे उभरैत छैक तकरा लेल पत्रकारकेँ तऽ बहुत नम्हर परीक्षा सँ बहराय पडैत छैक । तखन जा कऽ विश्वसनियता प्राप्त होइत छैक । जे पत्रकार

तथ्यक पाछु रहैया, विभिन्न तथ्य सभक आलोक मे सत्यक खोजी करैया आ ओकरा जनताके बीचमे प्रस्तुत करैया सएह पत्रकार जनताक अभिन्न मित्र कहबैया । 'लोकमित्र' पत्रकार बनवाक लेल जनताक मन जीतय पडैत छैक । ई काज पूर्वाग्रही आ स्वार्थी लेखन सँ सम्भव नही छैक । एडी उठा कऽ कोनो नम्हर बनक कोशिश करे तऽ ओ टिकाउ नहि होइत छैक । दुनिया बहुत छोट छिन भऽ गेल छैक । अहाँके हातमे जौं कलम अछि तऽ जनताक हात मे मूल्यांकन करबाक स्वतन्त्रता छैक, मूल्यांकन करबाक अधिकारकेँ अहाँ हरण नहि कऽ सकैत छी ।

संकलित विषयवस्तुसभमे बहुत रास जनकपुर आ पासपडोसमे केन्द्रित अछि । एकर वावजुद एहि आलेखसभ मे जाहि विषयवस्तुक चर्च कएल गेल अछि, ओहिमे किछु राष्ट्रिय अछि । जनकपुरमे उठि रहल लोक हिलोरक कम्पनक रेखाचित्र अछि, रिपोर्टर डायरी । एखनुका समयमे पत्रकार विशेष अप्पना क्षेत्रमे काज करैत करैत, जौं ओकरा मे जिज्ञासु भाव छैक, विश्लेषण करवाक क्षमता छैक, समयकेँ चिन्हि सकैया तखन ओ अप्पना क्षेत्र विशेषक मामिलामे दक्षता सेहो प्राप्त करैया । एहन अवस्थामे एकटा निक रिपोर्टर आ सम्पादक अप्पन रुचीक विषयमे निपुणता प्राप्त करैया, जकर उपयोग पुस्तक लेखनमे सेहो करैया । एहि प्रवृतिक पदयात्री एखन सुजीतजी देखल गेला । रिपोर्टर डायरी प्रकाशन सँ जनकपुर आ मैथिली पत्रकारितामे एकटा नयाँ इतिहास जुड़त ।

लेखकक निजत्व देखय बला बहुत रास प्रसंगक बीच विभिन्न क्षेत्रक आ स्तरक लोकक मनोभाव पढल जा सकैया । एकटा पत्रकारकेँ कोन तरहे घटना सभ प्रभावित करैत छैक, से देखल जा सकैया । 'महासंघक चुनाव आ सुनधाराक आनन्द' शीर्षक लेखमे पत्रकारिता आ एकर संगठनमे पनपैत विसंगति सभक प्रति कठाक्ष करैत ओ लिखैत छथि, 'काश हमहुँ सभ दारु पिवैत रहितहुँ, तऽ कतेक पिबतहुँ कतेक पिवतहुँ …………… '

किए एतेक महंग भऽ रहल अछि पत्रकारक चुनाव ? सभ्य समाजक कल्पना करयवला कलमजीविसभ स्वयं विकृति बढावयमे तऽ नहि लागल अछि ।

ई संग्रह ओही समयमे प्रकाशित भऽ रहल अछि जखन मिथिला पैघ संक्रमण सँ गुजरि रहल अछि । कतेको समय एहन देखल गेल जखन राजनीतिक दल, नागरिक समाज, गैससकर्मी, मिडिया आ राष्ट्रसेवक वर्गक भूमिका पर आओर पक्ष द्वारा आंगुर ठाढ़ कएल गेल । सभ क्षेत्र मे अप्पन भूमिका आ महत्व पर मन्थन होएबाक चाहि उपदेश आएल । सुजीतजी वार्तमानक जनकपुरिया पत्रकारिता मादे नेपालीय पत्रकारिताक विसंगति सभकेँ पूर्ण इमान्दारीक संग चित्रित कएने छथि, एहि सँ हुनकर उठान कएल गेल विषयवस्तुक विश्वसन्यिता बढाओत । केवल उपदेश देल सामग्री लोक नहि रुचिवैया, जौं अपना सँ जुडल आलोचना स्वयं कएल जाइया तखन लोकविश्वास बढैत छैक ।

सल्लाह आवि सकैया, एहन लिखबाक चाहि, एहन रहितै तऽ नीक,

ई छुटि गेल, संकलन बहरयवाक समय नहि भेल छलैक आदि । किछु लोक कहि सकैत छथि, एहि मे कोनो नव विषयवस्तु नहि छैक जे संकलन रुप मे निकालल जाय । मुदा हम जोड सँ कहब, सुजीतजी निक कऽ रहल छथि, निक कएलाह, जनकपुरिया पत्रिकारिताक एहि सँ निक खुराक भेटतै, मैथिली पत्रकारितामे नव इतिहास जुटतै । जखन किछु काज हेतै, तखन नहि विमर्श हेतैक, लेखा जोखा हेतैक, प्रभाव आ परिणामक आकलन कएल जेतैक । सुजीतजी एकटा लकिर खिचलाह अछि, एहि सँ पैघ खिचि कऽ आगु बढी से नीक कि 'ई ओ' कहि कहि आत्मरति कएल जाए से निक । अहि प्रयासक बाद ऐहन प्रयासक क्रम बढे, निक समालोचना आवय से आवश्यक अछि, एहि सँ मैथिली आ पत्रकारिता दूनुकँ लाभ पहुँचतै ।

किछु मामिला मे सुजीतजी आगा बढि गेला । नेपालमे नम्हर समय धरि मैथिली दैनिक पत्रक सम्पादन करबाक इतिहास बनौलन्हि । मिडिया सँ सम्बद्ध पुस्तक बहरौलन्हि । बहुत खुब । जनकपुर नगरक अप्पन विशिष्ट पहिचान छैक । एहि ठामक पत्रकारिताक अप्पन ऐतिहासिकता छैक, एहि ठामक पत्रकारितामे प्रतिष्पर्धा सेहो बेसिगर छैक, एहि सभक बीच अप्पन मौलिक व्यक्तित्व आर्जन करब कम कठिन नहि । सुजीतजी निक दिशामे बढि रहल छथि, हिनकर पत्रकारिताक भविष्य सुदीर्घ छन्हि । आनो ठामक पत्रकारसभकँ सेहो एहि मार्ग पर चलबाक लेल प्रेरित करतैक से हमर विश्वास अछि ।





पत्रकारिता जनभावनाक अभिव्यक्ति, सद्भावक उद्भूति आ नैतिकताक पीठिका अछि । संस्कृति, सभ्यता आ स्वतन्त्रताक वाणीक संगहि ई जीवन मे अभूतपूर्व क्रान्तिक अग्रद्युतिका सेहो छैक । एखन मिथिला मे प्रतिवद्ध आ जिम्मेवार पत्रकारिताक आवश्यकता अछि । एहि पुस्तकक बहाने जवावदेह पत्रकारिता पर बहस चलैक आ जनकपुर परिवृतक सरोकारसभ पर खुला एवं स्वस्थ विमर्श भऽ सकैया, एहि मे ई पुस्तकक प्रकाशनक सफलता अछि । अन्ततः हम इएह कहब , 'सुजीतजीक पत्रकारिता आओर विश्वसनीय हुएँ आ प्रसिद्धिक फुनगी पर चढैत चलि जाइक । '

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



जवाहरलाल कश्यप-

विहनि कथा

गिद्ध

बात बहुत छोट छलै, ढौराई कॅ महीस भीमनाथ बाबु कॅ जजात चरि गॅलै/ मुदा छौट बात छौट नहि रहि गॅलै भीमनाथ बाबु क्रौध मॅ ढौराई कॅ मारि बैसलखिन्ह / हुनकर खायल पील मजबुत शरीरक एक मुक्का कमजौर ढौराई नहि सहि सकल आ मरि गॅल / खॅतक आरि पर ऑकर लाश राखल अछि आ समग्र समाज मॅ हल्ला भ गॅल/ समाज मॅ बहुत लौक दुखी छल मुदा बहुत गिद्ध अप्पन अप्पन हिस्सा लॅल जौर घटाव क रहल छल / हरिस्चन्द्र झा अप्पन हिस्सा ल कौर्ट मॅ झुठ गवाही दॅबय लॅल तैयार छल /महावीर यादव जॅ एरिया कॅ दादा छल अप्पन हिस्सा ल ढौराई कॅ घरक लौक पर प्रॅसर बनबय लॅल तैयार छल जॅ कॅश नहि कर / मुखियाजी अप्पन हिस्सा ल पन्चायत मॅ कॅश कॅ रफा दफा करय लॅल तैयार छथि / दरौगा रामप्रसाद बाबु अप्पन हिस्सा ल कॅश कमजौर करय लॅल तैयार अछि / डाक्टर लक्छमी अप्पन हिस्सा ल पौश्टमार्टम मॅ हॅराफॅरी करय लॅल तैयार अछि / वकील मौहन बाबु अप्पन हिस्सा ल कौर्ट मॅ दाव पॅन्च दॅखवय लॅल तैयार अछि / महामहिम जज महादॅव बाबु अप्पन हिस्सा ल भीमनाथ बाबु कॅ बचाबय लॅल तैयार छथि/ और बहुत रास गिद्ध अप्पन अप्पन हिस्सा लॅल जौर तौर क रहल छथि/

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

जगदानन्द झा 'मनु'

***चोन्हा***

(धारावाहिक मैथिली कथा )

एक गोट एहन स्वाभिमानी किशोरक मर्म कथा,जए अपन माय-बाप कए कनिक लापरवाही कए कारण घोर अन्हार एवं अपार दर्दक दुनियाँ में चली गेल | मुदा अपन सहाश व् कुषार्ग वुधि कए द्वारा ओ ओहि घोर अन्हार एवं दर्दक छाया सँ बाहर निकैल,एक सुखद एवं प्रकाशमान जिवन में चरण बधेलक |

************************************************************

********

***भाग १***

ऋतू राज वशंत कए महिना नहि जाड ,नहि गर्मी,चारुकात बाड़ी-झाड़ी फूल सँ लदल | सेरसों कए पियर-पियर फूल सँ खिलाएल खेत,जेना कोनो चतुर कलाकार कए द्वारा बनायल गेल अनुपम कलाकृतिक सुन्नर नमूना हुए | गृहस्थक खेत-खडिहान गहुमक बोझ सँ भरल,मानु साक्षात् लक्ष्मी हँसि रहल छथि |

आँगन में रौद लगाबैक हेतु गहुमक बोझ खोइल-खोइल कऽ पसारल | भोरक मन-मोहक रौद,ताहि ऊपर छितरल | ओहि पर घरक स्त्रीगन एवं धिया-पुता सब विराजित अमृतमय रौदक आनन्द लैत,प्राकृतिक अमृत लुटैत |

ओहि पसरल गहुमक डाँट पर करीब दस वर्षक मांशुम संजय अपन दुनु हाथे मांथ कैस कऽ पकरने असहाय माथक पीरा सँ



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

कराहैत छटपटायत | ओहि असहाय दर्द पर सँ ओकर माय रैह-रैह कs कहैत -

"जलखै कयले नs,कतेक बेड भs गेलौ |"

असहाय माथक दर्दक पीरा, कष्ट ओय पर सँ मायक रैह-रैह कs जलखैक आग्रहक कान में आबैत शव्द | संजय कए इ शव्द सुनी आओर बेसी माथ पीरा सँ फटय लगै | मुदा माय कए धनसन | हुनका जेना संजयक असहाय पिराक कोनो अनुमाने नहि | ओकर कष्ट पर किनको ध्यान नहि, किएक तs इ ओकर नित्यक कथा रहैक | जेना-जेना सूर्यक तेज बरहल जाई तेना-तेना ओकर माथ आओर अधिक पीरा सँ फाटल जाए,ओकर छटपतेनाइक गति में वृद्धि भेल जाई |

कखनो ओकर बाबी कए नहि देखल जाएन तs एक चुरुक करुतेल माथ में होंसैत देथिन,ओई सँ ओकर माथक पीरा में तs कोनो अंतर नहि होय मुदा दुनु आँखिक कोर सँ नोरक धार बहए लगैक | सायद दर्द एवं पिराक अधिकता सँ अथवा बाबिक हाथक स्नेह स्पर्श सँ | दाँत सँ अपन ठोर कए कटैत जेना दर्द कए

अंदर समेटक कोशिस में असफल, सबके रहितो अनाथ, स्नेहक आ दुलारक अनाथ |

जानलेबा दर्द, इ आई-काईल्ह ओकरा सब साल होई छैक | जए कहबै भैर दिन,भैर राइत सेहो नहि | भोरे रौदक तीब्रता कए संग-संग ओकर माथक दर्द बढल जाई छै ,आ दुफहडिया कए बारह-एक बजे बाद जेना-जेना रौदक तेज कमल जाई छै तेना तेना ओकर दर्द कम भेल जाई छै | बेर खसैत-खसैत एकदम ठिक,फेर अगिला दिन | इ ओकर नित्यक क्रम,मुदा घर में कियोक कान-बाट दैबला नहि | उलटे कियो कहैत -

"हूँ पढैक दुवारे बहाना करैए |"

कियो कहैत -

"काज करै दुवारे बहाना करैए |"

एनाहियों अपन मिथिलाक कनिआँ-दाई सब कए झगडा-निंदा पर बेसी ध्यान रहैत छैन, अपन बाल-बच्चा पर कम |

पित्ता कए बाहर कमेनाइये सँ फुरसैत नहि,जए कतौ दखेथिन कि चेक करेथिन | फुरसैत कएकरा लग रहै छैक,ओहेन उईक्त

रहबाक चाहि, धिया-पुता सँ स्नेह रहबा चाहि, अपन बच्चाक प्रति अपन कर्तव्य कए समझबा चाहि | खाली मारने-पीटने,खिसियोने बुझु अपन कर्तव्य कए इत्तीश्री भs गेल सए नहि |

संजय कए ओहि कष्टकारी पीरा एवं दर्द कए सहैत दू वर्ष आओर व्यतीत भs गेल | दर्द कए अधिकता आ भयंकरता में दिनों-दिन वृधिये होएत रहलैक | परन्च ओकर बाबिक एक चुरुक करुतेल कए आलावा कोनो आन उपचार नहि |

संजय कए पिता पापी पेट भरै-लेल महानगर दिल्ली प्रवास कs लेला | किछ महिना बाद अपन छोट भाई अर्थात संजय कए पित्ती कए समाद देलखिन -"हमर स्त्री व् धिया-पुता कए नेने आऊ |"

संजय कए बाल मोन बहुत प्रशन्न भेलैक | एक अपन बाबूजी लग जाएब दोसर दिल्ली,ओहू सब सँ बेसी खुसी रेल पर बैसक | ओहि सँ पाहिले कहियो रेल देखनेहों नहि | अपन दू वर्षीय छोट भाई कए कोरा में नेने आ समतुरिये माँझील 'अजुज' कए संग लेने भैर गाम खुसी सँ सबके नोतैत -''हम दिल्ली जाएब,हम दिल्ली जाएब |"

ओ शुभ दिन आएल,संजय तिनु भाँई,माय,पित्ती संगे दिल्ली आएल | नव लोक,नव जगह संजय कए बर नीक लगलैक |सबकए सब अपन-अपन में व्यस्त भS गेल | संजय कए पिता अपन नोकरी में माय घर आँगन कए काज में | संजय दुनु भाँई कए स्कुल में नाम लिखा गेलैक |

दिल्लीक गर्मी में संजय कए माथक पीरा आओर बेसिए वृहद् रूप लय लेलकैक | जतए गाम में वर्ष में एक बेर कष्टदायक पीरा होए छलैक एहिठाम वर्ष में दू बेर होबए लगलै छ: छ: महिना पर | फरबरी-मार्च महिना में जार ख़त्म भेला पर गर्मीक आगमनक संगे, आ अक्तुबर-नवम्बर में गर्मी ख़त्म भेला बाद जाड़क आगमन कए संगे | एहिठाम एलाक दोसरे वर्ष में एहन भय गेलैक जए संजय कए घर सँ बाहर रौद में निकलैत डर लगैक | डर कि, रौद में जायते देरी माथ दर्द सँ फाटअ लगै | ओकर व्याकुलता व् व्यग्रता देखि माय-बाबु पुछथिन -

"कि होयछौ? मोन ठिक छौ?"

"बहुत जोर सँ माथ दुखाइये |" संजय एतबे कही कS रही जए |

माथ दर्दक कोनो समान्य गोटी दय दएलौंह, तत्यकाल दर्द ठिक भय जए | संजय कए अपना बुईझ परैक जेना दर्द रूपी आइग में पैन पैर गेलै | मुदा दू-तिन दिन बाद ओहिना पहिलका क्रम शुरू, जए-जए रौद बरहल जाई तं-तं ओकर माथक दर्द बरहल जाई | संजय कए अत्यधिक पीरा एवं कष्ट सँ दुखी देख ओकर बाबूजी कैह्तथिन-

"काइल्ह चैल जाइहें, काका सँ दबाई लऽ लिंहें|'

ओकर काका एकटा डाक्टर लग कम्पोंडरी करै छलखिन | तैं किएक अपने लय कऽ कोनो डाक्टर लग जाईतथिन, जए इ लगातार एतेक वर्ष सँ किएक माथक दर्द हैत छैक, कि कमी छैक,कि दिक्कत छैक, मुदा नहि;कि मायए कतौ सँ देखा ऐबतथिन मुदा नहि |

संजय अपन अनुज कए हाथ पकैर दुनु भाँई चैल जाएत काका लग | काका सेहो दुनु बच्चा कए देख बड खुस, बिस्कुट टॉफी किन कऽ दय देथिन्, एक दू रुपया नगदो दय देथिन, वस बाल-मोन ताहि में खुस | संजय अपने तऽ काका सँ किछु कहियो नहि सकैन, अनुजे काका सँ कहैन-

"काकायौ, भाईजी कए माथ बड दुखाईत रहैत छैन्ह |"

"हाँ,किएक "- माथ छुबैत काका कहथिन | माथ ऐ दुवारे छुबथिन कि बुखार-तुखार नहि होय,मुदा बुखार नहि रहै |

"कहिया सँ "- काका

"सब दिन दुखाईत रहैए,बड तेज | भोरे जतेक रौद तेज भेल जाई छै ओतेक बेसी दुखाईये |"- एही बेर संजय अपने बाजल,धिया-पुता ऐ सँ बेसी कि कहतै | ओनाहूँ संजय बाजै में बर कम खास कऽ बाप-पित्ती सँ तऽ आओर कम | लाजे वुझु या धाखे अथबा दरो कैह सकै छी | घर-अँगनाक वातावरण कए असर धिया-पुताक मस्तिश्य पर पैरे जाएत छैक |

"बस" ! - काका अपने कोनो डिब्बा सँएक मुट्ठी गोटी निकाइल कऽ दय देथिन | दू-तिन दिन दबाई खेला सँ दर्द बिलकुल ठिक | जतए आन-आन वर्ष दू-अडहाई महिना दर्द रूपी राक्षशक सामना करए परै,ओतए ऐ बेर दस-पन्द्रह दिन कए तकलीफ कए बादे, दबाई खेने ठिक भय गेलै |

समय एलै-गेलै | फेर अगिला साल ओहे खिस्सा | पाहिले सँ बेसी बिकराल रुपे संजयक माथक दर्द शुरू ; मुदा किनको कोनो ध्यान नहि | फेर ओ अपन बाबूजी कए कहला उपरांत काका सँ दबाई लय अनलक | दू-चाईर दिन खेला वाद दर्द ठिक |

आब तऽ इहे नियम भऽ गेलै | समाय आबै- जाई, संजयो कए असहाय, अपार पीरा लय कऽ माथक दर्द आबै,गोटी खए ठिक भऽ जाई | दिल्ली एला सेहो तिन वर्ष भऽ गेलै मुदा ओकर माथ दर्दक कोनो स्थाई इलाज नहि |

स्कुल में संजय पढाई में बड तेज, आब ओ वर्ग सात पास कय कऽ वर्ग आठ में प्रवेश केलक | पाँचमी सँ लगातार सब साल अपन वर्ग में पहिल या दोसर स्थान आने | ओकर अध्यापको सब ओकर खूब प्रसंशा करथिन | मुदा ओ कहियो स्कूलक खेल-कूद में भाग नहि लए,किएक तऽ स्कुल में अक्सर सब बेट-बाल खेलाई, मुदा ओकरा बेट-बाल कए खेल में बाल सुझबे नहि करै | तैं ओ कि खलेतै? कि बाल पकरतै ? ओकर खेलाई कए स्तर निम्न भऽ जाई तैं ओ खेलेबे नहि करे |

मुदा इ बात ओ नहि बुईझ पेलक या नहि अनुभब कऽ सकल जए ओकरा बहुत कम देखाई दै छैक | सब तऽ केहन बढियाँ खेलाई

छै तऽ ओहे किएक नहि खेलए ? या  ओकरा नहि बाल देखाई दै छै तऽ किएक नहि? अनुभवों कोना हेतैक, इ बात माय-बाप या गारजनक अनुभब करै बला छै  नहि कि बच्चा कए, अगर बच्चा कए एतेक ज्ञान व् अनुभव भय गेलैक तऽ बच्चा,बच्चा किएक कहेलक |

एहि वर्ष जहिया सँ संजय वर्ग आठ में प्रवेश कएलक तहिया सँ तऽ ओकर आँखि दिन पर दिन आओर बेसिए कमजोर होबए लगलैयए |

स्कुल में ओ सब सँ अगिला बेंच पर बैसैत छल मुदा आई आबई में किछु बिलम्ब भऽ गेलै तैं दोसर पंक्ति कए बेंच पर बैसअ परलै, मुदा ओहि ठाम सँ ओकरा ब्लैक बोर्ड पर लिखलाहा देखेबे नहि करै |   ओ अपन अध्यापक द्वारा देल गेल किछो सवाल नहि कऽ पेलक | आई ओकरा अपना अनुभब भेलै जए ओकर आँखि कमजोर छै, कमजोर नहि बड्ड कमजोर छै |

ओ अनुभव केलक जए आन-आन बच्चा पाँचम-छ्थम पंक्ति कए बैंच सँ बैसल सवाल कऽ रहल अछि मुदा ओकरा दोसरे पंक्ति सँ ब्लैक बोर्ड नहि देखा रहल छै | आई ओकरा ज्ञात भेलै जए ओकरा क्रिकेट कए बाल किएक नहि देखाई दय छै | आई ओ

हम गर्भ में बैसल बिनती क रहल छी कि -
बाबुजी हम अहिनके बीज छी
की हमरा इ दुनिया में नय आबे देब?
अपने बीज के नष्ट क क हमरा मैर जे देब ?
माँ ! हम त तोहरे प्रतिरूप छी,
तोहरे संरचना छी , त्तोहरे सृष्टि छी
माँ ! हमरा जन्म दे, हे माँ ! हमरा जन्म दे,
हम दुनिया में आबी चाहइत छी
कन्या छी ताहि दुआरे अपन धर्म निबाह चाहइत छी .
यदि इ धरती पर कन्या नय रहि जायत
त इ सब्त सृष्टि तहस - नहस भ जायत .
हे स्वार्थी मानव ! कानी सोचु ,
तु हमर शक्ति के जान
हम ही इ सृष्टि के रचयिता छी
इ सत्य के त पहचान.

२



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA



**किशन कारीगर**

**पुरस्कार लऽ के नाचू**

केकरो स चिन्हा परिचे अछि कारीगर

नहि यौ सरकार तऽ अहिं कहू की हम करू

त आउ हमरे स चिन्हा परिचे कए लियअ

आ पुरस्कार लऽ के नाचू।

अपने कुटुम बैसल छथि

अकेडमी आ चयन बोर्ड मे

लिख्खा परही करबाक कोन काज

तिकड़मबाजी कए लगबै छी पुरस्कारक भाँज।

हिनके कृपा स भेटल पुरस्कार

खुशी स लागल बोखार

कविता कहानी तऽ तेरहे बाईस मुदा

पुरस्कार लेल लगेलहुँ खूम जोगार।

अहाँ जे लिखलहुँ कारीगर

ओ लागल बड्ड नूनगर

मुदा बिनमतलबो हम जे लिखलियै

ओ लागल बड्ड चहटगर।

बिनमतलब के कथा साहित्य पर

अकेडमी सँ एक दिन आयल हकार

कुटुम बैसले रहथि ओहि ठाम

टटके भेटल पुरस्कार।

आन कतबो नीक किएक ने लिखलक

मुदा ओकरा ने कहियो आएत हकार

नहि छै ओकरा कोनो चिन्हा परिचे

पिछलगुआ टा के जल्दी भेटत पुरस्कार।

पुरस्कारक बदरबाँट भऽ रहल अछि

जाति वर्गक नाम पर लेखक के बाँटू

जूनि पछुआउ पिछलगुआ सभ आउ आगू

अहाँ पुरस्कार लऽ के खूम नाचू।

साहित्यक मठाधीश सभ

शुरू केलैन पुरस्कार

यथार्थवादी चितंक आ लिखनिहार

हुनका लेल भऽ गेलैथ बेकार।

एक्को मिनट देरी नहि अहाँ करू

हुनके गुणगान कए कथा अहाँ बाचू

नहि तऽ जिनगी भरि पाछुए रहि जाएब

पुरस्कारक जोगार मे जीजान स लागू।

अहि दुआरे पछुआले रहि गेल कारीगर

कहियो ने केलक केकरो आगू-पाछू

देखैत छियै आब हम दोसर पुरस्कार दुआरे

जोगार लगा करैत छी हुनकर आगू-पाछू।

बेस त बड्ड बढ़िया हम शुभकामना दैत छी

दोसर पुरस्कार अहाँ के जल्दीए भेट जाए

जल्दी जोगार मे अहाँ लागू

अहाँ पुरस्कार लऽ के खूम नाचू।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

*१.*  *डॉ॰ शशिधर कुमर २.*  *नवीन कुमर "आशा"*

*१.*



डॉ॰ शशिधर कुमर, एम॰डी॰(आयु॰) कायचिकित्सा, कॉलेज ऑफ आयुर्वेद एण्ड रिसर्च सेण्टर, निगडी प्राधिकरण, पूणा (महाराष्ट्र) ४११०४४

**<u>बाबा विद्यापतिक कथन</u>**

रौ मैथिल ! मैथिली तोँ बाज ।

केहेन चिन्ता ? कथी केर लाज ?

हमहूँ संस्कृतक पण्डित, पर मैथिली हम्मर माथक पाग ।।

मीठ गीत, बहुते तोँ सुनलह,

आइ सुनह मोर बोल कटाह ।

रोष ने करिहऽ हमरा पर, जँ

हमर बोल, लागह अधलाह ।

हमरो समय, बहुत पोंगा सभ,

बहुतहि थू थू कएने छल ।

मिथिलाभाषा लिखय छलहुँ तँ,

हमरा, सभ धकिअओने छल ।







मिथिलाभाषा जँ लिखलहुँ, तँ तोँ सभ आइ करय छह याद ।

हमहूँ संस्कृतक पण्डित, पर मैथिली हम्मर माथक पाग ।।

हे मैथिल ! किछु ज्ञान सुनह,

हमर बात, किछु कान धरह ।

अनका सञो हमरा नञि द्वेष,

पर निज भाषा किए कलेश ।

पढ़ह लिखह, जे मोन होअह,

पर निज भाषा जुनि बिसरह ।

अनका लग भले किछु डाकह,

अपना मे मैथिली बाजह ।

धिया पुता केँ हीन ग्रस्त भऽ, वा मद मे जुनि देखबह लाथ ।

हमहूँ संस्कृतक पण्डित, पर मैथिली हम्मर माथक पाग ।।

बाजह सदिखन, सुनह मैथिली,

गुनह मैथिली, रटह मैथिली ।

रचह मैथिली, लीखह मैथिली,

कीनि कऽ पोथी पढ़ह मैथिली ।

सृजन मैथिली, च्यवन मैथिली,

नाचह मैथिली, गाबह मैथिली ।

बाट मैथिली, घाट मैथिली,

घर- बाहर, सभ ठाम मैथिली ।

तजि निज भाषा, कुकुरक गति हो, नञि घर केर, नञि धोबी घाट ।

हमहूँ संस्कृतक पण्डित, पर मैथिली हम्मर माथक पाग ।।

२



नवीन कुमार "आशा"

**हिंगलू भाइ यौ टिंगलू भाइ**

हिंगलू भाइ यौ टिंगलू भाइ

जुनि अहाँ तोड़ू तुराइ

जँ अहाँ तोड़ब तुराइ

रातिमे खायब खूब पिटाइ

जुनि रहू अहाँ खाटपर

नै तँ काल्हि रहब टाटपर

आब सुनू यौ भाइ सुनू यौ भाइ

जे अछि टाटक बत्ती

नै बनबै जाउ देहक पहचान

आइ दुपहरिया रहि रहरिया

ओतए आबै अहाँक अबाज

पहुँचलौं जखन हम अहाँक डेरा

तखन आएल माथमे फेरा

फेर बुझल हम घरक रीत

अहाँ करी सभटा काज

भौजी खाली करथि साज

तँए कही यौ टिगलू भैया

जल्दी-जल्दी खेनाइ पकाउ

जँ अहाँ पकायब नीक खेनाइ





रातिमे भौजी दैथि रस मलाइ

आ जँ अगर तानब तुराइ

फेर खायब खूब पिटाइ

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

नवीन ठाकुर

१

गज़ल (प्रेम रस )

1.

अछि पियासल मोन तँ पिबैत चलि जाउ........२
गुण प्रीतम क बाट गबैत चलि जाउ !!२

मोनक बेगरता अछि , प्यासल अछि कंठ
घुट- घुट नै जिबू एना बनू नै चंठ ........२
अछि ललसा जे मोनक कहैत चलि जाउ !!२
ग़ुण प्रीतम क बाटे गबैत चलि जाउ !!३

मानलौं जे पीने हएब बहुतो जहाँ क
प्यासल अछि मोन जे तैयो अहाँ क.......२
अछि प्रेमक ई धारा बहैत चलि जाउ !!२
गुण प्रीतम क बाटे गबैत चलि जाउ !!३

ससरल ने कंठ सँ एहन कोन पिबै छी
पिबते उतरि गेल , तेहन की पिबै छी........२
लिअ चस्का ई प्रेम क डूबैत चलि जाउ !!२

गुण प्रीतम क बाटे गबैत चलि जाउ !!
अछि पियासल मोन तँ पिबैत चलि जाउ........२
गुण प्रीतम क बाटे गबैत चलि जाउ !! ५

२ .

मैथिली गीत --

सुनिते बोली अहाँ क इजोर भऽ गेलै...............(मुखरा )
एला पाहून हमर सौंसे शोर भऽ गेलै ..एला पाहून हमर सौंसे ......!२

कुचरैत छल कौवा आइ -बड जोर सँ.................(अंतरा )
एता जे कियो ई आस छल भोर सं......! २
देखते मुखड़ा ....
हो देखते मुखरा अंहक मोन बेभोर भऽ गेलै ....! २

एला पाहून हमर सौंसे......................

अंगना दुआरि नीप, रखलहुँ सकाले
तरुवा - तरकारी अछि सभटा तरैले ! २
कने दही ला ...हे हे ...
कने दही ला किए अनघोल भऽ गेलै ......!२ ...एला पाहून हमर .........

कनिया - पुत्रा सभ हुल्की मारैए
टाटक दोग दऽ कऽ चुटकी मारैए ! २
किए जाईते .....
हो किए जाईते हमर मोन कँ चितचोर लऽ गेलै
एला पाहून हमर सौंसे शोर भऽ गेलै ......

सुनिते बोली अहाँ क इजोर भऽ गेलै...............(मुखरा )
एला पाहून हमर सौंसे शोर भऽ गेलै ..एला पाहून हमर सौंसे ......!
एला पाहून हमर सौंसे शोर भऽ गेलै ......! ३

३

मैथिली गीत -

केलहुं कतबो जतन तैयो धेलक नै दम ,

कनियो निर्लज्जा के नै एलई शर्म --, !!

आब त अपनों मोन घिच - पिच करैया ..

सबटा प्रेमे के भाषा बुझाईया … … … … ….!!

कैहता किछ कियो लैगता बड आइन

ओकरा घर फेर हम पिबतौं नै पैन

आब त गढ़ियो स आत्मा जुराईया

सबटा प्रेमे के भाषा बुझाईया… … … … …..!!

नै जानी दुनिया नै जानी संसार

हमरा त धेलक जे अलगे बोखार

बुझी जहरों के अमृत पिबैया

सबटा प्रेमे के भाषा बुझाईया... ... ... ... .....!!

बुझितुं जे छीन लेत कियो चोरी में

धरित्हूँ जियरा बंद क तिजोरी में

जेना हाथो -पैर आब नै सुझैया

सबटा प्रेमे के भाषा बुझाईया... ... ... ... .....!!

पकरै छि मोन के जुन्ना लगाम स

ससरैया तैयो जे जियरा दालान स

देखि आत्मा हमर खहरैया

सबटा प्रेमे के भाषा बुझाईया … … … … ….!!

केलहुं कतबो जतन तैयो धेलक नै दम ,

कनियो निर्लज्जा के नै एलई शर्म –-, !!

आब त अपनों मोन घिच - पिच करैया ..

सबटा प्रेमे के भाषा बुझाईया … … … … ….!! ३

४

अनुकम्पा -

ईश्वर दैया सब्कुछी हमरा ,त हमरो किछु देनाय सिख्बाके !!

अपन हित त पशुओ जिबैया,अनकर हित जिनाय सिख्बाके !!

हवा ,प्रकाश, धरती, दैया,भैर दैया मेघ समूचा खेत में पानी !

जदी बदला में हम किछु नै देलिए ,त ई भेल बरका बैमानी !

एही स जे हम दुःख भोगैछी , दुःख के दूर भगेनाय सिख्बाके !

ईश्वर दैया सब्कुछी हमरा ,त हाम्रो किछु देनाय सिख्बाके ! !

जरैत धरा पर चलैत पथिक के, गाछो दैया सब्दीन छाया !

अपन फल अपने नै खा क , सब जिव के जुरबैया काया !

प्रभु के पहिने भोग अर्पण क, पश्चात अपने भोजन करबाके !

ईश्वर दैया सब्कुछी हमरा , त हमरो किछु देनाय सिख्बाके !!

अनपढ़ के बिन दान पढाबू ,भूखल प्यासल के भोजन कराबू !

बुढ- पुरान, समाज के सेवा , मात,पिता, गुरु आज्ञा स्विकारू !

जे किछु भेटल अछि ईश्वर स , हमरा ओ बाँटनाय सिख्बाके !

ईश्वर दैया सब्कुछी हमरा ,त हाम्रो किछु देनाय सिख्बाके ! !

मानव तन अति दुर्लभ अछि भेटब ,एकरा मैल रहित बनाबू !

गमक पसारू फुल सन संउसे ,ज्वलित दीप स अन्हार मेटाबू !

धन्य भाग एही मानव तन के ,आब नै मौका फेर चुकबाके !

ईश्वर दैया सब्कुछी हमरा ,त हाम्रो किछु देनाय सिख्बाके ! !

अपन हित त पशुओ जिबैया,अनकर हित जिनाय सिख्बाके ! !

५ अस्तित्व -

हम नै हमर नै इ तन अछि ककरो अनकर देल !

जे कुछी अपना संग अछि सबटा अछि अनकर देल

देब बला देलक ओहो, देलक अपना शान स

हमर अछि ई लेब बला कही उठल अभिमान स

मोनक बात सुन वला मोन ककरो अनकर देल

हम नै हमर नै इ तन अछि ककरो अनकर देल !

जे संग अछि एखन तक ,ओ सैदख़ रैह सकैया नै

कखन बिछुइर जायत लग स ई कियो जनैया नै

जिनगी के उपजल मधुबन अछि ककरो अनकर देल

हम नै हमर नै इ तन अछि ककरो अनकर देल !

जग के सेवा खोज अपन प्रीत ओकरे स करू

जिनगी के गूढ़ अछि, बिन बुझने कस्ट नै करू

साधना के राह में साधन अछि अनकर देल

हम नै हमर नै इ तन अछि ककरो अनकर देल !

६

वियोग -

केलहुं कतेको प्रयत्न,किया सुनैया नै

राइत बीतल मुदा निन किया अबैया नै

कनैया रैत   रैत भैर मोन हमर

धैर आइंख स नोर बहैया नै !

सोचै छि सब्दीन आई सुतब चैन स

ओईढ चदैर आई एरी तक तैंन क

पैर पसारे छि जखने पूरा

फाटल चदैर पैर तक पुरैया नै !

देख अचंभित छि हम अपने आप के

दोख अनकर कहू की अपन कपार के

टूटल भरोसा जे छल आन पर

आब त अपनों पर भरोसा होइया नै !

मन्ल्हूँ छल हमरो खुशी ओकरे खुशी में

मुदा हमरो त हंसी छल ओकरे हंसी में

प्रेम केलहुं दिल के मज़बूरी पर

मुदा प्रेम कहियो मजबूर भेलैया नै !

७ .जाढ़ ( एगो अनुभूति )

आयल सिहरैत सिस्कैत सुग्बुगैत कुन कोण स !

नै जानी आयल कहिया अन्हरिया आ इजोर स !

केलक गुदगुदी एना याद परल पिछला शाल !

कोण भोज खेने रही याह ठंडी में ओढ़ने दुशाल !

पितमर काका के भोज पोरका भेल रहा अनमोल !

उझैल देलकैन पैन कियो पोनतर मैचगेल अनघोल !

ठिठुरैत छल पैर हाथ , मिल करैत छल सब घुर !

घुर तर बैस क , सब गनैत छल गामक बुढ

कतेक छोऊ बुढ गाममे जग्तोऊ कतेक भोज !

फलना के बरखी के आब गणले छऊ दिन सोझ !

भोरका पहर में कहियो ओछेन नै छोरल जाएत छल !

मारने रहित्हूँ गबदी चाहे कतबो बाबु डिरियात छल !

स्कुल जेबाक लेल सब्दीन मैरतहूँ बहाना !

बाबु के डरे माँ लग पसारैत छलहूँ घाना !

जाढ़क महिना में भरल सबहक घर बखारी !

भोरे क खाऊ सब्दीन भात-अलुकोबी तरकारी !

ओना त सब दिन हमरा जार बढ होयत छल !

मुदा तिला सकरैत दिन चुरलाई पर भर छल !

ससरैत-भोरहरबा में मुस्की मारैत निकेल गेल !

फगुवा के अबिते ने जानी कत फेर ससैर गेल !

जाहिठाम स आयल, ओहिठाम फेर चैल गेल !

अबैतछि अगला साल कैह याद अपन छोइर गेल !

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत

१. ज्योति सुनीत चौधरी २. राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) ३. उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)

१.



ज्योति सुनीत चौधरी

जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह 'अर्चिस्' प्रकाशित। ज्योति सम्प्रति लन्दनमे रहै छथि।





राजनाथ मिश्र

चित्रमय मिथिला स्लाइड शो

चित्रमय मिथिला (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

३.

उमेश मण्डल





मिथिलाक वनस्पति स्लाइड शो

मिथिलाक जीव-जन्तु स्लाइड शो

मिथिलाक जिनगी स्लाइड शो

मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव जन्तु/ मिथिलाक जिनगी (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**





विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

**१. मोहनदास (दीर्घकथा):*लेखक: उदय प्रकाश (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)***

**मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)**

**मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)**

**मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)**

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

**छिन्नमस्ता**

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेङक देश-भ्रमण**

४.“रेहनपर रग्घू”- श्री काशीनाथ सिंह

(हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद श्री विनीत उत्पल)

५.असगर वजाहत- हम हिन्दू छी हिन्दी कथाक मैथिली रूपान्तरण विनीत उत्पल द्वारा- 

**४.**






“रेहनपर रग्घू”- श्री काशीनाथ सिंह

(हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद श्री विनीत उत्पल)

**श्री काशीनाथ सिंह**: जन्म:०१ जनवरी १९३७, कथा संग्रह: कहनी उपखान , उपन्यास- अपना मोर्चा , काशी का अस्सी, रेहन पर रग्घू । संस्मरण: घर का जोगी जोगड़ा , याद हो कि न याद हो , नाटक: घोआस

**विनीत उत्पल**:विनीत उत्पल (जन्म: 7 अप्रैल, 1978, ननिहाल पूर्णिया जिलाक सुखसेना गाममे)। पैत्रिक घर: आनंदपुरा, मधेपुरा। प्रारंभिक शिक्षा मुंगेर जिला अंतर्गत रणग्राम आ तारापुरमे। तिलकामांझी भागलपुर विश्वविद्यालय, भागलपुर सँ गणित विषय मे

बी.एस.सी. (आनर्स), मारवाड़ी कॉलेज, भागलपुर। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्ली क हिंदी विभाग सँ जनसंचार आ रचनात्मक लेखन मे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्ली सँ अंग्रेजी पत्रकारिता मे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। गुरु जम्भेश्वर विश्वविद्यालय, हिसार सँ जनसंचार मे मास्टर डिग्री। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्ली क नेल्सन मंडेला सेंटर फॉर पीस एंड कानफ्लीक्ट रिजोल्यूलशन क पहिल बैचक छात्र आ सर्टिफिकेट प्राप्त। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्ली सँ फ्रेंच भाषाक शिक्षा। छात्र जीवनमे रोट्रेक्ट क्लब, भागलपुर (रोटरी इंटरनेशनलक युवा शाखा) सँ जुड़ल, कएकटा संबद्ध पत्र-पत्रिकाक संपादन। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्लीक हिन्दी विभागमे अध्ययनक दौरान 'हमारी पहचान" नामक पाक्षिक समाचार पत्रक संपादक मंडलक सदस्य। दिल्लीसँ प्रकाशित कएकटा राष्ट्रीय अंग्रेजी समाचार पत्रमे ग्रामीण विकासक खबरिक विश्लेषण, हिन्दीक प्रचार-प्रसारमे केंद्रीय वित्त मंत्रालयकेँ योगदानक अलावा गुजरात दंगामे अंग्रेजी आ गुजराती मीडियाक भूमिकापर लघुशोध। हिन्दी, मैथिली, अंग्रेजी भाषामे विपुल लेखन आ सुनीता नारायण, शशि थरूर, महेश रंगराजन आदिक लेख सभक अंग्रेजीसँ हिन्दीमे अनुवाद। वरिष्ठ पत्रकार अरविंद मोहन द्वारा संपादित 'लोकतंत्र का नया लोक" मे उपलब्ध द्वैपायन भट्टाचार्य, जी.कोटेश्वर प्रसाद आ नलिनी रंजन मोहंतीक अंग्रेजी लेख सभक अनुवाद आ पुनर्लेखन। अनियमितकालीन कला पत्रिका 'कैनवास" मे समन्वय

संपादक।मैथिली कविता संग्रह 'हम पुछैत छी" प्रकाशित। साहित्य अकादमी सँ पुरस्कृत हिन्दीक वरिष्ठ कथाकार उदयप्रकाशक दीर्घ-कथा/ उपन्यास 'मोहनदास" क मैथिली अनुवाद।पत्रकार, लेखक, कवि आ अनुवादक विनीत उत्पल, दैनिक भास्कर, दिल्ली प्रेस, हिन्दुस्तान, देशबंधुमे पत्रकारिताक बाद आइ-काल्हि राष्ट्रीय सहारा, नई दिल्लीमे वरिष्ठ उपसंपादकक पदपर कार्यरत छथि।

रेहनपर रग्घू

***(पछिला अंकसँ आगाँ)***

एहेन मुसीबतमे रघुनाथकेँ किओ आन नै हुनकर अप्पन बेटे धऽ देने छल।

बेटोमे संजय! संजय टा!

आ ई नम्हर खिस्सा अछि- राँचीसँ कैलिफोर्निया धरि पसरल।

संजय प्रेम केने छल सोनलसँ! ई प्रेम कोनो चौबटियापर घुमैत लफुआ छौड़ाक अनगढ़ प्रेम नै छलै, ऐमे गुणा-भाग सेहो रहै आ जोड़-घटा सेहो! जतेक गहींर छल ततबे व्यापक।

संजयक सोनल प्रोफेसर सक्सेनाक बेटी छल।

सदिखन प्रथम श्रेणी, व्याख्याताक योग्यता परीक्षा पास आ दर्शनशास्त्रसँ पी.एच.डी.। नौकरी तँ पक्का छल, बनारसक विश्वविद्यालयमे, जतय ओकर माय कुलपति छल, मुदा ओइमे अखन देरी छलै, तखनि धरि बियाहक बाट तकबाक छल!

बियाहमे बाधा भऽ रहल छल, ओकर ठोढ़सँ बाहर आएल दाँत आ सटल नाक जकर क्षतिपूर्ति ओ अप्पन सर्टिफिकेटसँ करैत छल। छूटल-बढ़ल कसरि पूरा कऽ रहल छल सक्सेनाक पसारल ई फूस कि हुनका एकटा एहेन कलामी सॉफ्टवेअर अभियन्ताक आवश्यकता छन्हि जे अमेरिकाक एकटा बहुराष्ट्रीय कम्पनीक तीन बर्खक कान्ट्रेक्टपर कैलीफोर्निया जा सकए। ऐ आवश्यकताक अनुभव सम्पूर्ण इन्स्टीट्यूट बुझैत छल।

संजय अन्तिम परीक्षा दऽ देने छल, रिजल्टक घोषणा बाकी छल!

एम्हर कतेक बेर माँ-बापक संदेश आएल छल जे आबू, लड़कीकेँ देखि लियौ। लड़कीकेँ की देखब, ओ तँ देखले छल! रघुनाथ जइ कॉलेजमे पढ़बैत छल, पूर्व विधायकक बेटी तकर मैनेजर छल। गोर, नमछुरुक, सुन्नर आ आकर्षक। एम.ए.। नीक गृहणी। मैनेजर पुरान जमानाक जमीन्दार, अथाह सम्पत्तिक मालिक। रघुनाथक कोनो हैसियत नै छलै ओकर आगू। नहिये नीक सन घर दुआर, नहिये जमीन-जत्था। आठ बिगहा खेत आ हरक जोत। नेनपन आ युवावस्था बड़ड तंगीमे बितलै। बच्चा सभकेँ पढ़ेलक तँ खेतकेँ बन्हकी लगा कऽ आ कॉलेजसँ ऋण लऽ कऽ। स्पष्ट छल, मैनेजर "सॉफ्टवेअर अभियन्ता" केँ देखने छल, अप्पन कॉलेजक मास्टर रघुनाथकेँ नै।

ई सम्बन्ध रघुनाथक लेल सपनासँ आगूक चीज छल । फाएदे-फाएदा छल ऐसँ! जिलामे पहिचान आ प्रतिष्ठा जे भेटतिऐ, से अलग। ओ कीसँ की भेल जा रहल छल।

तँ गाम आबैसँ पहिने सक्सेना सर सँ बिदा लै लेल गेल छल संजय।

एकरा अहिनो कहि सकैत छी जे ओकरा सक्सेना सर डिनरपर बजेने छल।

गर्मीक साँझ। अप्पन लॉनमे सक्सेना बेंतक कुर्सीपर चुपचाप बैसल छल। माली गमलामे पाइन दऽ रहल छल। बंगलाक भीतरक बत्ती जड़ि रहल छल। कोनो कोठलीसँ संगीतक धुन आबि रहल छल। अवकाश प्राप्तिक करीब, हृदयक मरीज प्रो. सक्सेना संजयक एबासँ अनजान चुपचाप बैसल छला आ आगू देखि रहल छला। बड़ी कालक बाद ओ पुछलक, “कोन इन्स्ट्रूमेन्ट अछि”।

संजय बिना बुझने माथ हिलेलक।

“आ राग? कोन राग अछि?”

संजय निरुत्तर, फेर माथ हिलेलक।

ओ ससरि गेल आ ऊँच अबाजमे बजेलक- "सोनू"।

जीन्सक पेंट आ टी-शर्टमे कूदैत सोनू आएल- "हँ पापा"।

संजय ठाढ़ भऽ गेल। सक्सेना मुस्की देलक, पहिने संजयकेँ देखलक, फेर सोनलकेँ। सोनल सेहो मुस्की देलक। संजय सोनलसँ भेँट तँ कते बेर केने छल मुदा देखने पहिलुके बेर छल। ओकरा लगलै जे कोनो छौड़ीकेँ टुकड़ीमे नै "सम्पूर्णता"मे देखबाक चाही। कतेक फर्क पड़ि जाइत छै। संगे संग छौड़ी आ कनियाँकेँ एक तरहेँ नै देखबाक चाही। रूप-रंग, ढीब-ढाब, मान-मनौअलि छौड़ीमे देखल जाइत अछि, कनियाँमे नै! ई सभटा पुरान धारणा अछि, हमर पापा-मम्मीक जमानाक, हमर नै।

सक्सेना गुम्मी तोड़लक- "ई अछि सोनम, जइमे हमर प्राण बसैत अछि। सितार, सरोद, संतूर माने सोनल। सोनल माने संगीत। चीपनेस एकरा पसिन्न नै। फिल्मी गीतकेँ ई गीत नै मानैत अछि। किएक तँ ई अपने कथक नृत्यांगना रहल अछि। तँ की खुआ रहल छी हमरा सभकेँ आइ?"

“ओ तँ तखने पता लागत जखन खाएब।” सोनल लजा कऽ भागि गेल।

“बैसू संजय।” ई कहैत सक्सेना सेहो मूड़ी झुका कऽ बैसि गेल। किछु सोचैत। टूटल स्वरमे बाजल- “कोना रहब एकर बिना, रहब कोना से नै बुझि पड़ैत अछि। ई चौदहे बर्खक छल जखन एकर माय गुजरि गेलै।”

तकर बाद ओकर आँखिसँ नोर खसऽ लगलै- “तीन चारि बरखसँ लगातार आबैत रहल अछि लड़का। एकसँ एक।

(जारी ....)

५.

असगर वजाहत- हम हिन्दू छी

*हिन्दी कथाक मैथिली रूपान्तरण विनीत उत्पल द्वारा*



**हम हिन्दू छी**

एहेन कन्नारोहट जे मुर्दो कब्रमे ठाढ़ भऽ जाए। लागल जे अबाज सोझे कान लगसँ आएल अछि। ओइ स्थितिमे.. हम कूदि कऽ बिछौनपर बैसि गेलौं, अकासमे अखनो तरेगन छल.. किंशाइत रातिक तीन बाजल हएत। अब्बोजान उठि कऽ बैसि गेला। कन्नारोहट फेरसँ सुनाइ पड़ल। सैफ अपन अखड़ा खाटपर पड़ल चिकड़ि रहल छल। अंगनामे एक दिससँ सभक खाट लागल छलै।

'लाहौलविलाकुव्वत. . .' अब्बाजान लाहौल पढ़लन्हि 'खुदा नै जानि ई किए सुतलेमे चित्कार करऽ लगैए।' अम्मा बजली।

"अम्मा एकरा राति भरि छौड़ा सभ डरबैत रहै छै. . ." हम कहलिऐ।

"ओइ सरधुआ सभकेँ सेहो चेन नै पड़ै छै. . .लोक सभक जान आफदमे छै आ ओकरा सभकेँ बदमाशी सुझाइ छै"- अम्मा बजली।

सफिया चद्दरिसँ मुँह बहार कऽ बाजलि- "एकरा कहू छतपर सुतल करए।" सैफ अखन धरि नै जागल छल। हम ओकर पलंग लग गेलौं आ झुकि कऽ देखलौं जे ओकर मुँहपर घाम छलै। साँस खूब चलि रहल छलै आ देह थरथरा रहल छलै। केस घामसँ भीजल छलै आ किछु केस माथपर सटि गेल छलै। हम सैफकेँ देखैत रहलौं आ ओइ छौड़ा सभक प्रति मोनमे तामस घुरमैत रहल जे ओकरा डराबै छलै।

तखन दंगा एहेन नै होइत छल जेहेन आइ काल्हि होइए। दंगाक पाछाँ नुकाएल दर्शन, ईलम, काजक पद्धति आ गतिमे ढेर रास बदलेन आएल अछि। आइसँ पच्चीस-तीस साल पहिने नहिये लोककेँ जिबिते भकसी झोका कऽ मारल जाइ छलै आ नहिये सौंसे टोल-मोहल्लाकेँ सुनसान कएल जाइत छलै। ओइ जमानामे प्रधानमंत्री, गृहमंत्री आ मुख्यमंत्रीक आशीर्वाद सेहो दंगा करैबलाकेँ नै भेटै छलै। ई काज छोट-मोट स्थानीय नेता अपन स्थानीय आ क्षुद्र

स्वार्थ पूरा करै लेल करै छला। व्यापारिक प्रतिद्वंद्व, जमीनपर कब्जा करैले, चुंगीक चुनावमे हिंदू वा मुस्लिम वोट समटैले इत्यादि उद्देश्य भेल करै छल। आब तँ दिल्ली दरबारपर कब्जा करबाक ई साधन बनि गेल अछि। सांप्रदायिक दंगा। संसारक सभसँ पैघ लोकतंत्रक मुँहमे जाबी वएह पहिरा सकैए जे सांप्रदायिक हिंसा आ घृणापर शोनितक धार बहा सकए।

सैफकेँ जगाएल गेल। ओ बकरीक असहाय बच्चा सन चारू दिस ऐ तरहे देखि रहल छल जेना माँकेँ ताकि रहल हुअए।
अब्बाजानक बेमात्रे भाइक सभसँ छोट सन्तान सैफुद्दीन प्रसिद्ध सैफ जखन अपन घरक सभ लोककेँ चारू दिस घेरने देखलक तँ ओ अकबका कऽ ठाढ़ भऽ गेल। सैफक अब्बा कौसर चचाक मरबाक खबरि लेने कोनमे कटल ओ पोस्टकार्ड हमरा अखनो नीक जकाँ मोन अछि। गामक लोक सभ चिट्ठीमे कौसर चचाक मरबाके टाक खबरि नै देने छला संगमे ईहो लिखने छला जे हुनकर सभसँ छोट सन्तान सैफ आब ऐ दुनियामे असगर रहि गेल अछि। सैफक पैघ भाइ ओकरा अपना संग बम्बै नै लऽ गेल। ओ साफे कहि देलन्हि जे सैफ लेल ओ किछु नै कऽ सकै छथि। आब अब्बाजानक अलाबे ओकर ऐ दुनियामे कियो नै छै। कोन कटल पोस्ट कार्ड पकड़ि अब्बाजान बहुत काल धरि चुपचाप बैसल रहथि। अम्मांसँ कएक बेर झगड़ा केलाक बाद अब्बाजान पैतृक गाम धनवाखेड़ा गेलथि आ बचल जमीन बेचि, सैफकेँ संग लऽ घुरलथि। सैफकेँ

देखि हमरा सभकेँ हँसी आएल रहए। कोनो देहाती बच्चाकेँ देखि अलीगढ़ मुस्लिम युनिवर्सिटीक स्कूलमे पढ़ैवाली सफियाक आर की प्रतिक्रिया भऽ सकैए, पहिले दिन ई बुझा गेल जे सैफ खाली देहातिये नै वरन् अर्द्ध-बताहसन सोझ वा मूर्ख छल। हम सभ ओकरा कबदाबैत आ फुचियाबैत रहै छलिऐ। एकर एकटा फाएदा सैफकेँ एना भेलै जे अब्बाजान आ अम्मांक हृदय ओ जीति लेलक। सैफ खूब मेहनति करए। काजसँ ओ देह नै नुकाबए। अम्मांकेँ ओकर ई व्यवहार खूब पसिन्न पड़ै। जँ दूटा रोटी बेसी खाइए तँ की? काज तँ सेहो देह झारि कऽ करैए। सालक साल बितैत गेलै आ सैफ हमर सभक जिनगीक अंग बनि गेल। हम सभ ओकरा संग सामान्य होइत गेलौं। आब मोहल्लाक कोनो बच्चा जँ ओकरा बताह कहि दै तँ हम ओकर मुँह नोंचि लै छलिऐ। हमर भाइ अछि ई, एकरा तूँ बताह कोना कहै छेँ? मुदा घरक भीतर सैफक की स्थिति रहै से हमरे सभ टाकेँ बुझल छल।

नग्रमे दंगा ओहिने शुरू भेल छल जेना भेल करै छल, माने मस्जिदसँ ककरो एकटा पोटरी भेटलै, जइमे कोनो प्रकारक माउस छलै आ माउसकेँ बिन देखने ई मानि लेल गेल छलै जे किएक तँ ई माउस मस्जिदमे फेकल गेल छल तँ ई सुग्गरक माउस हेबे टा करत। तकर बदलामे मुगल टोलमे गाय काटि देल गेल आ दंगा शुरू भऽ गेल। किछु दोकान जड़ि गेल मुदा बेसीकेँ लुटल गेल।छूरी-चक्कूक ढेर रास घटनामे मोटा-मोटी सात-आठ गोटे

मुइलाह आ प्रशासन एतेक संवेदनशील छल जे कर्फ्यू लगा देल गेल। आइ-काल्हिबला बात नै छल जखन हजारक हजार लोकक मुइलाक बादो मुख्यमंत्री मोंछपर ताव दैत घुमैत छथि आ कहैत छथि जे, जे किछु भेल ठीक भेल।

दंगा किएक तँ लगपासक गामोमे पसरि गेल छल तै दुआरे कर्फ्यू बढ़ा देल गेल छल। मुगलपुरा मुसलमानक सभसँ पैघ मोहल्ला छल से ओतऽ कर्फ्यूक प्रभाव छल आ जिहाद सन वातावरण सेहो बनि गेल छल। मोहल्लामे तँ गली-कूची होइते छै मुदा कएकटा दंगाक बाद ई अनुभव कएल गेल जे घरक भीतरसँ सेहो रस्ता हेबाक चाही। माने आप्तकालक व्यवस्था। से घरक भीतरसँ, छतक ऊपरसँ देबार फांगैत किछु एहेनो रस्ता बनि गेल छलै जे कियो जँ ओइ रस्ताकेँ चिन्हैत होइक तँ मोहल्लाक एक कोनसँ दोसर कोन धरि निधोके जा सकैत छल। मोहल्लाक तैयारी युद्धक लेल कएल तैयारीक बरोबरि छल। सभ सोचने रहथि जे कर्फ्यू जँ मासो भरि धरि जाइए तैयो जरूरतिक सभटा समान मोहल्लेमे भेटि जाए।

दंगा मोहल्लाक छौड़ा सभक लेल एकटा विचित्र सन उत्साह देखेबाक मौसम भेल करै छल। थम्हू ने, हम सभ तँ हिन्दू सभकेँ

धूरा चटा देबै.. की बुझै जाइए ई धोतीक फाँड़ बान्हैबला सभ.. छोड़ू डरपोक होइ जाइए ई सभ। .. एक मुसलमान दस हिन्दूपर भारी पड़त... हँसि कऽ लेने छी पाकिस्तान, लड़ि कऽ लेब हिन्दुस्तान..एहने सन वातावरण बनि जाइ छल। मुदा मोहल्लासँ निकलैमे सभक जान जाइ छलै। पी.ए.सी.क चौकी दुनू दिस छलै। पी.ए.सी.क बूट आ ओकर राइफलक बटक मारि कतेको गोटेकेँ मोने छलै, तँए बकथोथी धरि तँ ठीक मुदा ओइसँ आगाँ.....

संकटसँ एकता अबै छै, एकता, अनुशासन आ व्यावहारिकता। सभ घरसँ एकटा छौड़ा पहरापर रहत। हमर घरमे हमरा अलाबे, ओइ जमानामे हमरा छौड़ा नै मानल जा सकै छल कारण हम पच्चीस बर्खसँ ऊपर भऽ गेल रही, छौड़ा तँ सैफे छल, तेँ ओकरा रतुका पहरापर रहऽ पड़ै छलै। रातुक पहरा छातपर भेल करै छलै। किएक तँ मुगलपुरा नग्रक सभसँ उपरका भागमे छल तेँ छातपरसँ सम्पूर्ण नग्र देखाइ दैत छल। मोहल्लाक छौड़ा सभक संग सैफ पहरापर जाइ छल। ई हमरा, अब्बाजान, अम्मां आ साफिया- सभक लेल नीक छल। जँ हमर घरमे सैफ नै रहितए तँ हमरे रातिमे बौआए पड़ितै। सैफकेँ पहरापर जेबाक कारणसँ किछु सुविधा देल गेल छलै, जेना आठ बजे धरि ओकरा सूतऽ देल जाइ छलै। ओकरासँ बाढ़नि नै दिआएल जाइ छल, आब घर बहारबाक काज

सफियाकेँ दऽ देल गेल छलै, जे ऐ काजकेँ एक्को रत्ती पसिन्न नै करैत छलि।

कहियो काल हमहूँ रातिमेमे छतपर चलि जाइत रही, लाठी-डण्टा, ठुहरी आ ईँटाक ढेर एम्हर-ओम्हर लगाओल गेल छल। दू-चारिटा छौड़ा लग देशी कट्टा, आ बेसी गोटे लग चक्कू छल।

(जारी....)

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

बालानां कृते

डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह" - दक्षिणी ध्रुव पर मनुक्खक पएरक सए वर्ष अर्थात्- खिस्सा अण्टार्कटिका केर

**उड़ि ने सकी पर चिड़ै छी हम**

**(भाग -१)**

किछु दिन पहिने गाम गेल रही । साँझ खन धिया पुता सभ घेर लेलक । सभहक एक्कहिटा जिद्द जे खिस्सा सुनाउ ।

हम कहल   हमरा किस्सा तिस्सा नञि आबैत अछि । जो दादी सँ सुन गऽ ।

**प्रिया**   नञि यौ अहाँ झूठ बजैत छी । हम अहाँक खिस्सा सभ पढ़ने रही विदेह मे ।

ई सुनितहि बाकी धिया   पुता सेहो जोर सँ चिचिआए उठल हमहूँ पढ़ने रही । बड़ड नीक लागल छल ।

**हम**   ओ तऽ इण्टरनेट पर आबै छै, तोँ सभ कोना पढ़लह ।

**नन्दू** बाजल   हमरा सभ कँ इस्कूल मे कम्प्यूटर देलकैए । मास्टर साहेब देखओलन्हि अहाँक लिखल खिस्सा आ पढ़ि कऽ सेहो सुनओलन्हि ।

**विकास**   हाँ यौ, हऽम एक जनवरी कऽ पटना मे मामा लग रही । हुनिका लऽग मे लैपटॉप छन्हि, ओत्तहि अहाँक लीखल खिस्सा पढ़लहुँ , बहुत नीक लागल ।

**सोनी**   हाँ चित्र सभ सेहो बहुते नीक रहए ।

एतबहि मे **बब्बन** सेहो तपाक सँ बाजि उठल   हाँ हमरा ओहने खिस्सा सुनइ के हए । हमनी के परी आर केर खिस्सा नञि सुनै के हए ।

**हम**   तऽ अहीं सभ बताउ - आइ की कएल जाए ? कतऽ चलल जाए ? कोन खिस्सा सुनाओल जाए ?

**बब्बन**   हमनी के जे अहाँ सुनेबै से सुनबै ।

**प्रिया**   हाँ, अहाँ अपने मोन सँ किछु सुनाउ ने । जएह अहाँ कँ नीक लागए सएह सुनाउ ।

**हम**   तऽ चलू आइ किछु एहेन चिड़ै सभक बारे मे सुनबैत छी जे चिड़ै रहितो चिड़ै नञि आ चिड़ै सनि नहिञो लगैत चिड़ैअहि थिक ।

**नन्दू** माने ?

**सोनी** बुझौअलि नञि बुझाऊ, साफ साफ कहू ने !

**प्रिया** हाँ, खिस्सा सुनबाक अछि बुझौअलि नञि ।

**हम** अरे, धैर्य राखू ! कहै छी सभटा । आइ हम सभ ओहि चिड़ै सभक खिस्सा सुनए जा रहल छी जे उड़ि नञि सकैत अछि तेँ पहिल नजरि मे ओ सभ चिड़ै नञि बुझि पड़ैत अछि ।

**सोनी** मतलब की चिड़ै रहितहु ओ चिड़ै नहि ।

**हम** एकदम सही । पर ओकर सभक पुरखा लोकनि उड़ैत छलाह । वातावरणक प्रभाव आ आवश्यकता केर अनुसार धीरे धीरे ओ सभ उड़नाइ छोड़ि देलन्हि आ तेँ आब ओ सभ नञि उड़ि सकैत छथि ।

**नन्दू** मतलब कि, चिड़ै सनि नहिञो लगैत, चिड़ैअहि छथि ।

**बब्बन** (कने दिमाग पर जोर दैत बाजल) ........वा....ता...व...रणक.........प्रभाव ? नञि बुझली हम ।

**हम** ठीक छै, एना बुझह । हम सभ गोटे मिथिला मे रहैत छी, तेँ मैथिल छी । हमर सभ गोटाक मातृभाषा मैथिली थिक । छै ने

?

**बब्बन** हाँ से तऽ छै ।

**हम** हम सभ गोटे मैथिली बजैत छी पर तइयो बजबा मे थोड़ेक थोड़ेक अन्तर थिक । जे पच्छिमी मिथिला मे रहैत छथि तनिका मैथिली मे भोजपूरीक किछु बेशिअहि शब्द मिलल रहैत अछि , तनिकर बजबाक अन्दाज सेहो कने कड़गर रहैत अछि । तहिना जे दक्षिण मिथिला मे रहैत छथि तनिका मे बाङ्गला, उड़िया आ सन्थाली आदि भाषाक कतिपय शब्द सभ मिलल रहैत अछि । जे केन्द्रिय मिथिला (बीच केर मिथिला) मे रहैत छथि तनिकर चारू कात मैथिलीए भाषा भाषी छथि तेँ हुनिकर मैथिली मे आन भाषाक मिलावट अपेक्षाकृत बहुत कम रहैत अछि ।

**नन्दू** - मतलब कि, जे मैथिली भाषा भाषी मिथिलाक सीमा भाग मे रहैत छथि हुनिकर भाषा मे आन भाषा सभक कारणेँ किछु आनो शब्द वा गुण आबि जाइत अछि जे मूलतः ओहि भाषा केर शब्द वा गुण नहि थिक ।

**हम** एकदम सही । ई भेल सीमापरक मैथिली भाषा पर ओतुक्का वातावरणक प्रभाव ।

**बब्बन** हूँ ऽऽऽ । नम्हर साँस लैत गम्भीरता सँ बाजल ।





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**हम** पर एहि तरहक वातावरणक प्रभाव सँ की भाषा बदलि जाइत छै ? नञि ने ? तहिना किछु चिड़ै सभ उड़नाइ बिसरि गेल अछि - पर ओकर पंख एखनो छै । किछु चिड़ै सभक पंख उड़बाक जगह वातावरणक माँग केर अनुरूप पानि मे हेलबाक काज अबैत अछि पर मूलतः ओ पंखहि थिक । तँ ओकरा सभ कँ चिड़ै नञि मानब मूर्खता अछि ।

**बब्बन** हँ हमरो बगल मे कुछ लोक सभ कहय छलथिन जे रौआ के भाषा बज्जिका हए ? पर बाबूजी कहै छथिन कि हमनी के भाषा मैथिलीए हए । बस बजै मे दड़िभंगा सँ कनेक अन्तर हए ।

**हम** हँ सही कहय छथि अहाँक बाबूजी । मिथिला, विदेह, वज्जी, बज्जी, तिरहुत आ तिरभुक्ति एक्कहि भू भाग केर पर्यायी नाँव अछि । तँ मैथिली, बज्जिका आ तिरहुतिया सेहो एक्कहि भाषा केर नाँव भेल, अलग अलग भाषा केर नञि । प्राचीन काल मे एकरा "मिथिला भाषा" कहल जाइत छल ।

**बब्बन** हँ अब बुझली ।

**सोनी** मतलब कि मैथिलिअहि केर दोसर नाँव बज्जिका आ तिरहुतिया अछि । कने - मोने जे अन्तर अछि से ओतुक्का वातावरणक असरि थिक । एहि छोट मोट अन्तर केर आधार पर एकरा सभ कँ अलग अलग भाषा माननाइ ओहने मूर्खता भेल जेना कि एहि विशिष्ट चिड़ै सभ कँ चिड़ै नञि माननाइ ।







मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**हम** हँ , एकदम सौ प्रतिशत सही बुझलहुँ अहाँ । खैर हम सभ मुख्य खिस्सा पर चली ।

**प्रिया** हँ ।

**हम** शुतुर्मुर्गक नाँव सुनने छह की ?

सब धिया पुता एक्कहि संग बाजि उठल हँ । अफ्रिका मे होइत छै ।

**बब्बन** हँ , सहाराक मरूस्थल मे होइ हए ।

**हम** बेस । पर **सहारा मरूभूमिक** अतिरिक्त अफ्रिका महादेशक आनहु भाग जेना कि **सवाना घासभूमि** आ दक्षिण अफ्रिकाक **कालाहारी मरूभूमि** आदि स्थान सभ मे ओ भेटैत अछि । **शुतुर्मुर्ग** कँ अंग्रेजी मे **ऑस्ट्रिच (Ostrich)** कहल जाइत छै । धरती पर एखन पाओल जाएवला चिड़ै सभ मे ई सभ सँ पैघ आ भाड़ी होइत अछि । एक पुर्ण वयस्क पुरुख शुतुर्मुर्गक लम्बाई प्रायः 1.7 सँ 2 मीटर ( 5 फीट 7 इंच सँ 6 फीट 7 इंच) धरि, जखन कि पुर्ण वयस्क स्त्री शुतुर्मुर्गक लम्बाई 1.8 सँ 2.75 मीटर ( 6 सँ 9 फिट) धरि भऽ सकैत अछि । साधारणतः एकर ओजन 60 कि॰ ग्रा॰ सँ 130 कि॰ ग्रा॰ धरि होइत अछि पर कखनो कखनो 157 कि॰ ग्रा॰ धरि सेहो देखल गेल अछि

। एकर टाँग आ गर्दनि नाम    नाम, धऽर भाग पैघ आ भारी पर मूरी बहुत छोट होइत अछि । जमीन सँ मूरी धरिक एकर उँचाई करीब 2 मीटर (6.6 फीट) तक होइत अछि । मूरीक आकार छोट रहितहु आँखि बहुत पैघ   पैघ होइत अछि । एकर आँखिक आकार समस्त **रीढ़युक्त प्राणी** (Vertebrates; जाहि प्राणी सभ मे रीढ़क हड्डी या ओकर समान कोनो संरचना होइत अछि) सभ मे सभसँ पैघ होइत अछि   एकर आँखिक व्यास (diameter) लगभग 50 मिली मीटर आर्थात् 2 इंच धरि होइत अछि । बहुतहि तीक्ष्ण देखबाक आ सुँघबाक शक्तिक कारण ओ दूरहि सँ अपन दुश्मन प्राणी सभक आहटि बूझि सकैत अछि आ सचेत भऽ सकैत अछि ।

**पवन** अपना सभ मैथिल जेकाँ नञि, कि लऽग मे बैसलो दुश्मन केँ नञि चीन्हि सकी । अपन घऽर धू धू कऽ जड़ैत रहय आ दोसराक संग बैसि कऽ थोपड़ी बजबैत रही ।

**हम** - हूँऽऽ । बड़ड फुराए छऽ तोरो । खैर, जीव विज्ञान वा प्राणीशास्त्रक (Life Science / Biology / Zoology) भाषा मे एकर नाँव **स्ट्रुथिओ कैमेलस् (*Struthio camelus)*** थिक ।

**नन्दू** कैमेल माने ऊँट ।

**हम** हाँ, कैमेल माने ऊँट । ऊँटहि सन शुतुर्मुर्गक पीठ पर सेहो कुब्बर होइत अछि आ रहितो अछि ऊँटहि जेना मरूस्थलहि मे - तेँ कैमेलस् । एकर पएरक हड़डी आ मांसपेशी बहुत मजबूत होइत अछि आ तेँ विपत्तिक समय मे ओ 70 कि॰ मि॰ प्रति घण्टाक गति सँ प्रायः आधा घण्टा धरि दौड़ि सकैत अछि । ओ सभ झुण्ड मे रहैत अछि जकर नेतृत्व कोनो ने कोनो पुरुख शुतुर्मुर्ग करैत अछि । एक झुण्डक सभ स्त्री सदस्य लोकनि माटिक तऽर मे बनल एक्कहि घोसला मे अण्डा दैत छथि । आ ई अण्डा सभ देखै मे भलेहि हमरा सब केँ एकरँगाह लागय पर सभ स्त्री शुतुर्मुर्ग अपन अपन अण्डा केँ चीन्हि सकैत छथि - छै ने आश्चर्यक गप्प ! आ एतबहि नञि स्त्री शुतुर्मुर्गक एक अण्डाक व्यास (diameter) 30 सँ 60 सेण्टी मीटर ( 12 सँ 24 इंच) धरि भऽ सकैत अछि ।

**बब्बन** अरे ! ई तऽ फूटबॉल सऽ सेहो पैघ होइ हए ।




**हम** हाँ । शुतुर्मुर्गक अण्डा संसार मे सभसँ पैघ होइत अछि । शुतुर्मुर्ग ओना तऽ शाकाहारी होइत अछि पर भोजनक अभाव मे छोट मोट कीड़ा मकोड़ा खा कऽ सेहो गुजर करैत अछि । माँसु, चमड़ा आ पंखक लेल पिछला 200 वर्ष मे एकर अत्यधिक

शिकार होयबाक कारणेँ आइ ई विलुप्त होयबाक स्थिति मे आबि गेल अछि आ सम्प्रति संरक्षित वन्य प्राणी अछि ।

**प्रिया** ई तऽ बहुत दुखक गप्प थिक ।

**हम** हाँ से तऽ छै । शुतुर्मुर्गक बाद उँचाई मे दुनिआक सभसँ पैघ चिड़ै अछि **एमू (Emu)** । एकर अधिकतम् ऊँचाई 1.5 सँ 1.9 मीटर (5 फीट सँ 6 फीट 3 इंच धरि) होइत अछि । ओ ऑस्ट्रेलिया केर मूल निवासी अछि आ ओतहि पाओल जाइत अछि । ओकर जैववैज्ञानिक नाँव थिक **ड्रोमैअस नॉवीहॉल्लैण्डी (*Dromaius novaehollandiae*)** । एमू प्रायः समस्त ऑस्ट्रेलिया मे विचरण करैछ । आ ताहि कारणेँ …………………..

**-----------------** आ ताहि कारणेँ ओ ऑस्ट्रेलिया केर राष्ट्रिय चिड़ै थिक **विकास** बीच्चहि मे बाजि उठल ।




**हम** अरे वाह अहाँ केँ तऽ बूझल अछि ।

**विकास** हाँ G.K. केर किताब मे पढ़ने छलियै ।

**हम** - एमू ओना तऽ शाकाहरी होइत अछि पर विपत्तिक समय मे सर्वाहारी (Omnivorous) भऽ जाइत अछि आ अपन भूख मेटाबय लेल चमगादर आ छोट छोट कीड़ा मकोड़ा केँ सेहो खा जाइत अछि । एकर पएर बहुत मजबूत आ तीनू औंठाक नऽह तिक्ष्ण नोक वाला भाला सन चांगुर (पञ्जा) मे परिवर्तित भऽ गेल अछि । ई चांगुर एतेक मजबूत होइत अछि कि लोहाक ताड़क सामान्य छहड़देवाली केँ तोड़ि सकैत अछि आ शिकारी शत्रु सभ सँ अपन रक्षा करबाक हेतु प्रयुक्त होइछ ।

**सोनी** ई तऽ शुतुर्मुर्गे जेकाँ अछि ।



**हम** हाँ किछु किछु पर ओहि सँ अलग विशेषता सेहो रखैत अछि । जेना कि जरूरत पड़ला पर ओ पानि मे हेल सकैत अछि । एमू राति मे लगातार नञि सूति सकैत अछि । ओ ओना तऽ करीब 7 घण्टा सुतैत अछि पर हरेक 90-120 मिनट पर किछु खएबाक लेल वा मल विसर्जनक लेल उठैत अछि । एहि प्रकारेँ एक राति मे ओ निन्न सँ चारि सँ छौ बेर उठैत अछि । शुतुर्मुर्ग बेशी समय झुण्ड मे रहैत अछि आ यथासम्भव मनुक्ख सँ दूर रहए चाहैत अछि जखन कि एमू बेशी समय एकसरि रहैत अछि पर ओकरा मनुक्खक उपस्थिति सँ परहेज नञि छै । उनटहि ओ उत्सुकतावश मनुक्खक घऽरक नजदीक सेहो अबैत अछि आ मनुक्ख तथा आन जीवक चेष्टा वा नकल सेहो करैत अछि ।

**प्रिया** तखन तऽ ओहो एहि मामिला मे नकलची बानर आ सुग्गा सनि भेल ।

**हम** एकदम्महि की । स्त्री एमू बहुत बेर दोसर एमू केर घोसला मे अपन अण्डा दैत अछि । एहि तरहक घटना कँ जीवविज्ञान मे पोषक परजीविता (Brood parasitism) कहल जाइत अछि ।

**पवन** यौ एहने काज कोयली सेहो करैत अछि । ओ कौआ केर घोसला मे चुपचाप अण्डा दैत अछि आ अपने भागि जाइत अछि । कौअहि कोयलियोक अण्डाक कँ अप्पन अण्डा बुझि देख - रेख करैत रहैत अछि ।

**हम** ठीक बुझल अछि पवन बाबू । बस थोड़ेक अन्तर छै, कौआ आ कोयली दूनू अलग अलग तरहक चिड़ै अछि पर एहि ठाम एक एमू दोसर एमूक घोसला मे अण्डा दैत अछि । एमू केर सम्पुर्ण आयु 10 सँ 20 वर्षक होइत छैक । 1788 ई॰ मे जखन यूरोपवासी पहिल बेर ऑस्ट्रेलिया मे बसय गेलाह तऽ ओ खएबाक लेल एमू केर मांसु आ डिबिया जड़यबाक लेल एमू केर चर्बी प्रयोग करैत छलाह । एखनहु बहुत जगह मुर्गी आ बत्तख जेकाँ मांसु, चमड़ा आ चर्बी केर लेल एकरा पोषल जाइत अछि ।

**विकास** ई तऽ पटना केर चिड़ियाखाना मे सेहो छै । ओतऽ एहने सनि एकटा आओरो चिड़ै छै जकर माथ पर कलगी रहैत छै

गर्दनि नीला रंगक रहैत छै आ गर्दनि केर आगाँ भाग मे लाल रंगक भालरि लटकैत रहैत छै ।

**प्रिया** से कोन ?

**विकास** ओकर नाम छै .......... क् ....... क् ...... केशो...... अरे याद नञि आबि रहल अछि ठीक सऽ । पर ओहो ऑस्ट्रेलिया केर मूल निवासी अछि ।

**हम** विकास सही कहि रहल अछि । चलू नाँव हऽम बताए दैत छी । ओकर नाँव अछि **कैसोवरी (Cassowary)** । ई उत्तरपुर्वी ऑस्ट्रेलिया, न्यु गिनी (New Guinea) आ आस पड़ोसक द्वीप सभक आर्द्र वर्षावन (Humid Rainforest) केर मूल निवासी अछि । सम्प्रति एकर तीनि टा जाति जिबैत अछि दक्षिणी कैसोवरी / कैजुएरिअस् कैजुएरिअस् (*Casuarius casuarius*), उत्तरी कैसोवरी / कैजुएरिअस् अनअपेण्डिकुलेटस् (*Casuarius unappendiculatus*) आ वामन या छोटका कैसोवरी / कैजुएरिअस् बेन्नेट्टाई (*Casuarius bennetti*) । एहि मे सँ **दक्षिणी कैसोवरी** विश्वक सभसँ भारी चिड़ै (शुतुर्मुर्गक बाद) आ ऊँचाई मे तेसर सभसँ पैघ चिड़ै (शुतुर्मुर्ग आ एमूक बाद) अछि । एकर कलगी कैँ **कैस्क्यू (Casque)** कहल जाइत छै, जे कि सम्भवतः अवाज ग्रहण (sound reception & acoustic communication) करबाक काज करैत अछि । ओना तऽ ई





सर्वभक्षी (Omnivorous) अछि पर विशेष रूप सञो फलभक्षी (Frugivorous) अछि । जखन गाछ सँ फऽल पाकि कऽ खसए लागैत अछि तऽ हरेक कैसोवरी एक - एक टा गाछ चुनि कऽ ओकरा नीचा मे बैसि जाइत अछि आ खसल फऽल सभ खा कऽ गुजर करैत अछि । सेब आ केरा सन पैघ फऽल सभ कें सेहो बीया सहिते सौंसे भकसि जाइत अछि । फऽल खसब समाप्त भेला पर ओतय सञो आन गाछक नीचा या अनतऽ चलि जाइत अछि । नवजात कैसोवरी मैलछौंह रंगक आ भूरा रंगक धारीयुक्त (brown-striped) होइत अछि । एकर आयु प्रायः 40 सँ 50 वर्षक मानल जाइत अछि । एकर माँसु सीझबा मे आ पचबा मे बहुत कठिन होइछ, तेँ प्रायः उपयोग नञि कयल जाइत अछि ।




**बब्बन** यौ, ईहो पानि मे हेलि सकय हए की ?

**हम** बेस पूछल बब्बनजी अपने । ई पानि मे हेलए मे माहिर अछि हेलि कऽ पैघ पैघ नदी कें पार कऽ सकैत अछि आ समुद्रहु मे आराम सँ हेलि सकैत अछि । एतबहि नञि घनगर जंगल झाड़ मे सेहो करीब 50 कि॰ मी॰ प्रति घण्टा केर गति सँ दौड़ि सकैत अछि आ 1.5 मीटर ( करीब 5 फीट) धरि कूदि सकैत अछि वा छड़पि (jump) सकैत अछि ।

**बब्बन** बेज्जोर ।

**सोनी** एकर बाद आब कक्कर बारी छै ?

**पवन** तोहर । ..................ई सुनितहि सभ धिया पुता भभा कऽ हँसि पड़ल ।

**हम** सुनह आब राति बहुत भऽ गेल छैक तेँ अजुका खिस्सा आइ बीचहि मे रोकैत छी । काल्हि खन साँझ मे आगा कहबह ।

**सोनी** नञि आइए पूरा करए पड़त ।

**हम** हमरा कोनो दिक्कति नञि पर अहाँ सभक माए बाबू अहाँ सभ कें डँटताह । ओना सूतब सेहो जरूरी थिक शरीरक लेल । जँ भरि राति खिस्से सुनैत रहब तऽ सूतब कखन ? आ से नञि तऽ काल्हि भोरे फेर इस्कूल कोना जायब ?

**प्रिया** ठीके कहय छी अहाँ । हम सभ जाइत छी ।

**सोनी** पर हम सभ अहाँ केँ छोड़ब नञि, काल्हि पूरा करइए टा पड़त खिस्सा ।

**हम** जरूर ।

(खिस्सा केर शेष भाग अगिला अंक मे)

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** ggajendra@videha.com **पर पठाउ।**

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ॠषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्म॑न् ब्राह्म॒णो ब्र॑ह्मवर्च॒सी जा॑यता॒मा रा॒ष्ट्रे रा॑ज॒न्यः शुरे॑ऽइषव्यो॒ऽतिव्या॒धी म॑हार॒थो जा॑यतां॒ दोग्ध्रीं॑ धे॒नुर्वोढा॑न॒ड्वाना॒शुः सप्तिः॒ पुर॑न्धि॒र्योवा॑ जि॒ष्णू र॑थे॒ष्ठाः स॒भेयो॒ युवास्य यज॑मानस्य वी॒रो जा॒यतां निका॒मे-नि॑कामे नः प॒र्जन्यों॑ वर्षतु॒ फल॑वत्यो न॒ऽओष॑धयः पच्यन्तां योगेक्ष॒मो नः॑ कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालड़्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

रा॒ष्ट्रे - देशमे

ब्रह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जायतां- उत्पन्न होए

राजन्यः-राजा

शुरैऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

महारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी र्वोढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरन्धिर्योवा- पुरन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली र्योवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए





ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

## 8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

## 8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH

विदेह नूतन अंक भाषापाक रचना-लेखन

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.) Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

English to Maithili

Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

**१.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**१.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली**

***१.१. नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक*** *लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार*: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)

पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)

खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)

खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ





कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

२.*ढ आ ढ़* : ढ़क उच्चारण "र् ह"जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ "र् ह"क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आन ठाम खाली ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।

ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।

उपर्युक्त शब्द सभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.*व आ ब* : मैथिलीमे "व"क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश, बन्दना आदि। एहि सभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश, वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.*य आ ज* : कतहु-कतहु "य"क उच्चारण "ज"जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही।

उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी, जदु, जम आदि कहल जाएबला शब्द सभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, यावत, योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।

५.*ए आ य* : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।
प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।
नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।
सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्द सभक स्थानपर यहि, यना, यकर, यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारू सहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे ''ए''केँ य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।
ए आ ''य''क प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकेँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो ''ए''क प्रयोगकेँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.*हि, हु तथा एकार, ओकार* : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत

छैक। जेना- हुनकहि, अपनहु, ओकरहु, तत्कालहि, चोट्टहि, आनहु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले, चोट्टे, आनो आदि।

७.*ष तथा ख* : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड्यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.*ध्वनि-लोप* : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:

(क) क्रियान्वयी प्रत्यय अयमे य वा ए लुप्त भऽ जाइत अछि। ओहिमे सँ पहिने अक उच्चारण दीर्घ भऽ जाइत अछि। ओकर आगाँ लोप-सूचक चिह्न वा विकारी (’ / ऽ) लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ए (पढ़य) गेलाह, कए (कय) लेल, उठए (उठय) पड़तौक।

अपूर्ण रूप : पढ़’ गेलाह, क’ लेल, उठ’ पड़तौक।

पढ़ऽ गेलाह, कऽ लेल, उठऽ पड़तौक।

(ख) पूर्वकालिक कृत आय (आए) प्रत्ययमे य (ए) लुप्त भऽ जाइछ, मुदा लोप-सूचक विकारी नहि लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : खाए (य) गेल, पठाय (ए) देब, नहाए (य) अएलाह।

अपूर्ण रूप : खा गेल, पठा देब, नहा अएलाह।

(ग) स्त्री प्रत्यय इक उच्चारण क्रियापद, संज्ञा, ओ विशेषण तीनूमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : दोसरि मालिनि चलि गेलि।

अपूर्ण रूप : दोसर मालिन चलि गेल।

(घ) वर्तमान कृदन्तक अन्तिम त लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ैत अछि, बजैत अछि, गबैत अछि।

अपूर्ण रूप : पढ़ै अछि, बजै अछि, गबै अछि।

(ङ) क्रियापदक अवसान इक, उक, ऐक तथा हीकमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप: छियौक, छियैक, छहीक, छौक, छैक, अबितैक, होइक।

अपूर्ण रूप : छियौ, छियै, छही, छौ, छै, अबितै, होइ।

(च) क्रियापदीय प्रत्यय न्ह, हु तथा हकारक लोप भऽ जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : छन्हि, कहलन्हि, कहलहुँ, गेलह, नहि।

अपूर्ण रूप : छनि, कहलनि, कहलौँ, गेलऽ, नइ, नञि, नै।

९.*ध्वनि स्थानान्तरण* : कोनो-कोनो स्वर-ध्वनि अपना जगहसँ हटि कऽ दोसर ठाम चलि जाइत अछि। खास कऽ ह्रस्व इ आ उक सम्बन्धमे ई बात लागू होइत अछि। मैथिलीकरण भऽ गेल शब्दक मध्य वा अन्तमे जँ ह्रस्व इ वा उ आबए तँ ओकर ध्वनि स्थानान्तरित भऽ एक अक्षर आगाँ आबि जाइत अछि। जेना- शनि

(शइन), पानि (पाइन), दालि ( दाइल), माटि (माइट), काछु (काउछ), मासु (माउस) आदि। मुदा तत्सम शब्द सभमे ई निअम लागू नहि होइत अछि। जेना- रश्मिकेँ रइश्म आ सुधांशुकेँ सुधाउंस नहि कहल जा सकैत अछि।

१०.*हलन्त()क प्रयोग* : मैथिली भाषामे सामान्यतया हलन्त ()क आवश्यकता नहि होइत अछि। कारण जे शब्दक अन्तमे अ उच्चारण नहि होइत अछि। मुदा संस्कृत भाषासँ जहिनाक तहिना मैथिलीमे आएल (तत्सम) शब्द सभमे हलन्त प्रयोग कएल जाइत अछि। एहि पोथीमे सामान्यतया सम्पूर्ण शब्दकेँ मैथिली भाषा सम्बन्धी निअम अनुसार हलन्तविहीन राखल गेल अछि। मुदा व्याकरण सम्बन्धी प्रयोजनक लेल अत्यावश्यक स्थानपर कतहु-कतहु हलन्त देल गेल अछि। प्रस्तुत पोथीमे मथिली लेखनक प्राचीन आ नवीन दुनू शैलीक सरल आ समीचीन पक्ष सभकेँ समेटि कऽ वर्ण-विन्यास कएल गेल अछि। स्थान आ समयमे बचतक सङ्गहि हस्त-लेखन तथा तकनीकी दृष्टिसँ सेहो सरल होबऽबला हिसाबसँ वर्ण-विन्यास मिलाओल गेल अछि। वर्तमान समयमे मैथिली मातृभाषी पर्यन्तकेँ आन भाषाक माध्यमसँ मैथिलीक ज्ञान लेबऽ पड़ि रहल परिप्रेक्ष्यमे लेखनमे सहजता तथा एकरूपतापर ध्यान देल गेल अछि। तखन मैथिली भाषाक मूल विशेषता सभ कुण्ठित नहि होइक, ताहू दिस लेखक-मण्डल सचेत अछि। प्रसिद्ध भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक कहब छनि जे सरलताक अनुसन्धानमे एहन

